ISSN 2229-547X VIDEHA

# 'विदेह' ७८ म अंक १५ मार्च २०११ (वर्ष ४ मास ३९ अंक ७८)

वि दे ह *विदेह Videha বিদেহ* ***http://www.videha.co.in*** *विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly e Magazine* *नव अंक देखबाक लेल पृष्ठ सभकेँ रिफ्रेश कए देखू।* Always refresh the pages for viewing new issue of VIDEHA. Read in your own script Roman(Eng)Gujarati Bangla Oriya Gurmukhi Telugu Tamil Kannada Malayalam Hindi

*ऐ अंकमे अछि:-*

## १. संपादकीय संदेश

## २. गद्य



२.१.डॉ. शेफालिका वर्मा - एकटा संस्मरण एकटा प्रश्न

-



२.२.शिव कुमार झा "टिल्लू"- मैथिली कथाक विकासमे गामक जिनगीक योगदान-



२.३.किशन कारीगर- मोछ वाली माउगी

२.४.1.राम प्रवेश मण्डल- विहनि कथा- आह मिथिला! वाह मैथिली! 2 सुमित आनन्द- भाव-भूमि रसवंत पुस्तकक लोकार्पण

२.५. योगानन्द झा- इसवी सन 2010 : मैथिलीक गतिविधि

-

२.६.सुजित कुमार झा- जंगलमे होरी

२.७.राजदेव मण्डल- उपन्यास' आगाँ- हमर टोल

३.१.1.  जीवकान्त 2.  आनन्द कुमार झा

3.  सदरे आलम "गौहर" 4.  जितमोहन झा (जितू)-मैथिली होली गीत

३.२.1.  ज्योति सुनीत चौधरी-फगुआक खेल



2. जवाहर लाल कश्यप 1981- कौआ आउर बगरा



3 मुन्ना जी- सबला

-

-

३.३.1. रविभूषण पाठक- 1.हमर मैथिली, 2.होली 3. ई नमवरबा; 2.**सुबोध ठाकुर**- हम नै खेलब होली

३.४.1.राजेश मोहन झा 'गुंजन'- होलीक तरंग

2.किशन कारीगर- कक्का हमर उचक्का

३.५.1राम विलास साहु-पागलप्रेमी 2.पंकज झा- अईंखक दोख आ कि हृदयक.... / आऊ चलु

-

३.६.नवीन कुमार आशा- आव मोन करें कमाई

-

३.७.1.शिवकुमार झा टिल्लू 2.गजेन्द्र ठाकुर

३.८.१.जगदीश प्रसाद मण्डल- श्री शिवकुमार झा टिल्लू'जीकेँ समर्पित- गीत २.**उमेश मण्डल-** संकलन, मूडन गीत

<u>**४. मिथिला कला-संगीत**-१.श्वेता झा चौधरी</u>

<u>२.ज्योति सुनीत चौधरी ३ श्वेता झा (सिंगापुर)</u>

-

<u>**५. गद्य-पद्य भारती:** मोहनदास: (दीर्घकथा):*लेखक :* </u>

<u>*उदय प्रकाश (मूल हिन्दीसँ मैथिलीमे अनुवाद* *विनीत उत्पल)*</u>

६. बालानां कृते-संजय कुमार झा-

*बौआ बिसरि गेलहक*

-

## ७. भाषापाक रचना-लेखन -[मानक मैथिली], [विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.]

## 8.VIDEHA FOR NON RESIDENTS

8.1.Original Poem in Maithili by  Kalikant Jha "Buch" Translated into English by  Jyoti Jha Chaudhary

## 9. VIDEHA MAITHILI SAMSKRIT EDUCATION (contd.)बिपिन कुमार झा- लैटेक्स : परिचयः उपादेयता च

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ( ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी मे ) पी.डी.एफ. डाउनलोडक लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old

issues of Videha e journal ( in Braille, Tirhuta and Devanagari versions ) are available for pdf download at the following link.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी रूपमे Videha e journal's all old issues in Braille Tirhuta and Devanagari versions

विदेह ई-पत्रिकाक पहिल ५० अंक

विदेह ई-पत्रिकाक ५०म सँ आगाँक अंक

विदेह आर.एस.एस.फीड।

"विदेह" ई-पत्रिका ई-पत्रसँ प्राप्त करू।

अपन मित्रकेँ विदेहक विषयमे सूचित करू।

↑ विदेह आर.एस.एस.फीड एनीमेटरकेँ अपन साइट/ ब्लॉगपर लगाऊ।

ब्लॉग "लेआउट" पर "एड गाडजेट" मे "फीड" सेलेक्ट कए "फीड यू.आर.एल." मे http://www.videha.co.in/index.xml टाइप केलासँ सेहो विदेह फीड प्राप्त कए सकैत छी। गूगल रीडरमे पढ़बा लेल

http://reader.google.com/ पर जा कऽ Add a Subscription बटन क्लिक करू आ खाली स्थानमे http://www.videha.co.in/index.xml पेस्ट करू आ Add बटन दबाउ।

मैथिली देवनागरी वा मिथिलाक्षरमे नहि देखि/ लिखि पाबि रहल छी, (cannot see/write Maithili in Devanagari/ Mithilakshara follow links below or contact at ggajendra@videha.com) तँ एहि हेतु नीचाँक लिंक सभ पर जाऊ। संगहि विदेहक स्तंभ मैथिली भाषापाक/ रचना लेखनक नव-पुरान अंक पढ़ू।
http://devanaagarii.net/

http://kaulonline.com/uninagari/ (एतए बॉक्समे ऑनलाइन देवनागरी टाइप करू, बॉक्ससँ कॉपी करू आ वर्ड डॉक्युमेन्टमे पेस्ट कए वर्ड फाइलकेँ सेव करू। विशेष जानकारीक लेल ggajendra@videha.com पर सम्पर्क करू।)(Use Firefox 4.0 (from WWW.MOZILLA.COM )/ Opera/ Safari/ Internet Explorer 8.0/ Flock 2.0/ Google Chrome for best view of 'Videha' Maithili e-journal at http://www.videha.co.in/ .)

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Book/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ (उच्चारण, बड़ सुख सार आ दूर्वाक्षत मंत्र सहित) डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाऊ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव



भारतीय डाक विभाग द्वारा जारी कवि, नाटककार आ धर्मशास्त्री विद्यापतिक स्टाम्प। भारत आ नेपालक माटिमे पसरल मिथिलाक धरती प्राचीन कालहिसँ महान पुरुष ओ महिला लोकनिक कर्मभमि रहल अछि। मिथिलाक महान पुरुष ओ महिला लोकनिक चित्र **'मिथिला रत्न'** मे देखू।



गौरी-शंकरक पालवंश कालक मूर्त्ति, एहिमे मिथिलाक्षरमे (१२०० वर्ष पूर्वक) अभिलेख अंकित अछि। मिथिलाक भारत आ नेपालक माटिमे पसरल एहि

तरहक अन्यान्य प्राचीन आ नव स्थापत्य, चित्र, अभिलेख आ मूर्त्तिकलाक़ हेतु देखू **'मिथिलाक खोज'**

मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित सूचना, सम्पर्क, अन्वेषण संगहि विदेहक सर्च-इंजन आ न्यूज सर्विस आ मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित वेबसाइट सभक समग्र संकलनक लेल देखू **"विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण"**

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाऊ।

"मैथिल आर मिथिला" (मैथिलीक सभसँ लोकप्रिय जालवृत्त) पर जाऊ।



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

# संपादकीय

**होलीपर व्यंग्य**

“देखियौ तँ। एतेक टाक अपन भारत आ छोट सन देश सभसँ हारि जाइए। कखनो काल ओना जितितो अछि। क्रिकेटे टा नै यौ, ओहो, आनो खेल सभमे देखू ने।”

“औ बाबू। क्रिकेट, फुटबॉलमे देश पैघ रहने थोड़बे होइ छै। पूरा देश मिलि कऽ थोड़बे खेलाइ छै। यौ, एगारहे टा ने खेलाड़ी खेलेतै यौ। आ से पैघ देश रहौ आकि छोट देश।”

“मुदा पैघ देशमे ११ टा खेलाड़ी चुनबा काल नीक आ तेजगरकेँ नै चुनल हएत की? ”

“नीक आ तेजगर चुनबा में सेहो झमेला अछि। आब दक्षिण अफ्रीकाकेँ लिअ। जखन ओतऽ रंगभेद रहै तखन खाली गोरका खेलाड़ी चुनल जाइ छलाह। आब रंभेद खतम भेल तँ बीच में

कारी खेलाड़ी सेहो चुनल जाए लगलाह। मुदा जखन टीम हारऽ लागल तँ पता लागल जे उल्लिखित रूपमे ई निर्णय लेल गेल छल जे अदहा कारी आ अदहा गोर खेलाड़ी चुनल जएताह। आब भारतेकँ लिअ। उत्तर-दक्षिण, पूब-पच्छिम आ मध्य सन कतेक क्षेत्रसँ बराबर मात्रामे खेलाड़ी चुनल जाइत छथि। पहिने जे टीम रणजी ट्राफी जितै छल तकर ढेर रास खेलाड़ी टीम में आबि जाइ छलाह। आ आब साहित्यमे सेहो ई प्रवृत्ति आएल अछि।"

"साहित्यक गप कतऽ घोसिया देलियै मीत भाइ।"

मीत भाइ चुनौटी निकालै छथि, एक कातसँ अहगरसँ तमाकुर झाड़ै छथि आ फेर चुनौटीक दोसर भागसँ आंगुरसँ चून बहार करै छथि आ तरहत्थीपर राखल तमाकुरमे मिज्झर करै छथि। जखन तमाकुर आ चूनक गधमिसान उठै अछि तखन नोसि झाड़ैत तमाकुरकँ ठोढ़क नीचाँ दाबि दै छथि।

"हौ, सभ गप मिलै छै। मैथिली साहित्यकँ लैह। साहित्य आगाँ बढ़ि गेल मुदा समीक्षक ओतै ठाढ़ छथि, माने पछुआ गेल छथि। आब साहित्यकारकँ लैह। लोक आ समाज आगाँ बढ़ि गेल मुदा साहित्यकार ओतै ठाढ़ छथि, माने पछुआ गेल छथि।"

“मुदा अहाँ तँ सभकेँ एक्के संगे डाङि दै छिऐ। अपवाद तँ सेहो होइ छै।”

“हौ, अपवाद तँ बेसी चीजमे होइ छै। आ जतऽ नहियो छै ओतौ सम्भावना रहै छै जे अपवाद भऽ सकै छै भविष्यमे। मुदा अपवादक डरे की निअम बनेनाइ छोड़ि दियौ हो।”

“हँ, से तँ ठीके।”

“आब मैथिली साहित्यमे आउ। दछिनाहा, पछिमाहा तँ कहल जाइ छै मुदा उतराहा, पुबाहा सुनने छहक?”

“नै, से तँ नै सुनने छिऐ।”

“आब सुनै छिऐ पटनाबला ग्रुप, दिल्लीबल ग्रुप, कलकत्ताबला ग्रुप, जनकपुरबला ग्रुप आ दरभंगाबला ग्रुप सभ सेहो छै।”

“मुदा जनकपुर आ दरभंगाकेँ छोड़ि ई आन नग्र सभ तँ मिथिलासँ बाहर छै मीत भाइ।”

“हौ, सएह ने कहै छिअह। आब पटनाबला ग्रुपमे सभ पटनाक लोक थोड़बे छै। किछु पटनाक लोक दरभंगाबला ग्रुपमे आ किछु कलकत्ताबला ग्रुपमे सेहो छै।”

"माने मात्र नामकरण छै।"

"नै हौ। नामकरण छै आ संख्याक बहुलताक आधारपर ई नामकरण छै।"

"मुदा मीत भाइ। जइ रचनामे जान रहतै तँ बिन ग्रुपोक बात सुनल जेतै ने।"

"हौ, मिथिलाक क्षेत्रफल तँ थोड़ छै। मुदा तैयो ग्रुप छै, किए छै से ने बुजहक।"

"से किए छै मीत भाइ।"

"हौ, गाममे रहै छह तँ एक्के गाममे कएकटा फाँट नै देखै छहक।"

"से तँ ई पंचायती चुनाव देखार कैये देने छै।"

"आब पंचायती चुनावकेँ दोष देबहक। हौ, प्रवृत्ति होइ छै। गाममे जातिक मध्य ग्रुप होइ छै।"

"आ जे एकछाहा होइ, मैथिली साहित्य जकाँ, तखन?"

"तखन तँ आरो ग्रुप होइ छै। माने ब्राह्मणमे देखहक। एकहरे, दलिहरे, सरिसवे खांगुर। चर्चा कऽ कए देखहक तखन पता

चलतह। सरिसवे खांगुर कहतह जे एकहरेसँ बेसी धूर्त आर कियो नै आ एकहरे कहतह जे सरिसवे खाङुर बड़ड मारुख। यादवमे कृष्णौठ आ गरेड़ी आ वैश्यमे मारवाड़ी (बाहरी) आ देसवाल (एतुक्का स्थानीय), तहिना धानुकमे मगहिया आ देसिल। हौ, कतेक गनेबह। परुकाँ साल गन्धबरिया आ चौहानी राजपूतक बीच झमेला नै मोन छह। दियाराक बनौत आ गंगा दियाराक गंगौत अलगे संगठन छै।"

"तँ की हम सभ खण्ड-पखण्ड भऽ गेल छी।"

"नै हौ। तोरा कहलियह जे ई प्रवृत्ति होइ छै। आब आगाँ आबह। गाम छोड़ि झंझारपुर आबि जाह तँ सौंसे गौआँ एक। झंझारपुर छोड़ि दरभंगा आबि जाह तँ सौँसे जिला एक। दरभंगासँ पटना आबि जाह तँ सौँसे मिथिला एक। दिल्ली, कोलकाता, काठमाण्डू चलि जाह तँ सौँसे बिहार आ मधेस एक बुझेतह। हिन्दीमे नै देखै छहक, बिहारी लेखकक संगठन, मध्य प्रदेशक लेखकक संगठन; सहित्य क्षेत्रमे हौ।"

"माने एक हेबा लेल दूर गेनाइ जरीरू छै।"

"नै हौ, सेहो नै। बात फेर वएह छै। साहित्य समाजक दर्पण हेबाक चाही, मुदा ओ पछुआ गेल छै हौ। आगाँक बदला पाछाँ जा रहल छै हौ।"

मीत भाइ तमाकुर थुकरै छथि।

“ई बुझू जे लोक तँ जुड़ल अछि मुदा साहित्यकार सभ नै जुड़ल छथि। हुनका सम्मान चाही आ तै लेल ओ राजनीतिज्ञ बनि गेल छथि, मैथिलीकेँ खण्ड-पखण्ड करबामे लागल छथि। आ से होइ छै ऐ छोट होइत जाइत भाषाक भौलिक क्षेत्रमे! सहरसा, सुपौल, जनकपुर, मधुबनी, दरभंगासँ बढ़ि कऽ पटना, दिल्ली, कलकत्ता आ आब प्रिन्ट आ इन्टरनेटक साहित्य मध्य सेहो ई लोकनि अन्तर करऽ चाहै छथि।”

“इन्टरनेट साहित्य मध्य सेहो अन्तर! से किए मीत भाइ।”

“फेर वएह गप। प्रवृत्ति होइ छै हौ। हमरा लोकनिक एकटा सांसद भारतीय संसदमे भाखड़ा नांगल परियोजनामे पनबिजली निकालबाक योजनाक विरोध केने छलाह।”

“से किए मीत भाइ?”

“प्रवृत्ति होइ छै हौ, जखन तोहर साहित्यकार आ राजनेता समाजसँ पछुआ जेतह तखन यएह सभ ने हेतह। आब सुनह ओ विरोध

किए केने रहथिन्ह। हुनकर मानब रहन्हि जे पानिसँ जे बिजली निकालि लेल जाएत तँ किसानकेँ साबुत पानि नै भेटतै आ ओइसँ जे पटौनी हेतै तइसँ पुरकस फसिल नै हेतै।"

"आब बुझलहुँ मीत भाइ। अन्तर्जालक साहित्यक विरोध पछुआएल साहित्यकार लोकनिक अज्ञानता देखबैत अछि।"

"देखार तँ लोक भैये जाइ अइ ने हौ।"

तावत मीत भाइ लेल अंगनासँ भांगक गोला अबै छन्हि आ हम बिदा होइ छी। ठामे गोनर भाइ भेटै छथि।

"ई मितबा की सभ भाषण-भाख दै छल। बड़ड चिक्कन गप-सप होइ छै ओकर। मुदा लोक दू नमरी अछि। भरि टोलसँ केस-फौदारी लड़ि रहल अछि, पोखरिक केस तँ बान्हक केस। आ अपन माए-बापकेँ तँ बड़ड मारै छलै। मएकेँ तँ एक बेर टेटर उठि गेल छलै।"

"मुदा गप्प-सप्प तँ ठीके कहै छलाह।"

“तँ कोन नव गप कहै छलाह। हमहूँ कने काल बान्हपर लगही करबाक बहन्ने बिलमि गेल छलहुँ। ओ जे गप करै छल से ककरा नै बुझल छै यौ।”

“हँ, से तँ सत्ते।”

हम पुछै छियन्हि- “मुदा मीत भाइ जे अहूँक विषयमे सएह कहथि तखन?”

“हौ, हमरा कोन बौस्तुक कमी अछि। मास्टरी करै छी। छह हजार नौ सए निनानबे टका दरमाहा अछि। ओइमे एक टका जोड़ि कऽ सात हजार टका सभ मास बैंकमे जमा कऽ दै छिऐ। आ से बीस बर्खसँ कऽ रहल छी, खेती-बाड़ीसँ गुजर करै छी। अपन बापक बेटा नै होइ जे ओइ जमा पाइसँ एकटा नवका पाइ निकालने होइ। लड़काबला लग जाइ छी, कन्यादान जे कपारपर अछि, तँ बैसैये नै दैए। की, तँ मास्टर छिऐ, कतऽसँ पाइ एतै। रौ, बाजै जो ने जे कत्ते पाइ चाही। ऐ कल्लर मीत भाइ जकाँ ठोड़बे हौ, जे भरि दिन भांग पीबि गप्प छँटैत रहैए।”





बुझा पड़ल जे मीत भाइ गप्प सुनि लेने छलखिन्ह, से हमरा दुनू गोटेकेँ सोर केलन्हि। मुदा गोनर भाइ बहन्ना बना आगाँ ससरि गेलाह।

मीत भाइ बजलाह- “हे ई की कहैए जे लड़काबला बैसैए नै दैए। से कोना बैसऽ दै जेतै। तेसुरकाँ हम एकटा कुटमैती कऽ देलिऐ। सभ चीज गछि लेलकै आ जखन बियाह भऽ गेलै तँ देबा काल की कहै छै बुजलहक। ... ’हमरा की मोन अछि जे ओइ धुनिमे की गछलियन्हि आ की नै, लड़काबला जे सभ कहैत गेलाह हम हँ, हँ करैत गेलियन्हि।’... आ जखन गछलाहा मोने नै छै तँ देतन्हि की कपार। आ से दोसर लड़काबलाकेँ बुझल छै, आ तखन के ओकरा बैसऽ देतै। आ हमर खिधांश करैए, धन हम जे एकटा कुटमैती भेलै।”

मीत भाइ तामसे पएर झटकारैत आंगन दिस बिदा होइ छथि आ हम गुम्म भेल ठाढ़ रहि जाइ छी।

( विदेह ई पत्रिकाकेँ ५ जुलाइ २००४ सँ एखन धरि १०७ देशक १,७२६ ठामसँ ५७, ६६५ गोटे द्वारा विभिन्न आइ.एस.पी. सँ

२,९४,९९० बेर देखल गेल अछि; धन्यवाद पाठकगण। - गूगल एनेलेटिक्स डेटा। )

गजेन्द्र ठाकुर

ggajendra@videha.com

http://www.maithililekhaksangh.com/2010/07/blog-post_3709.html

## २. गद्य

२.१.डॉ. शेफालिका वर्मा - एकटा संस्मरण एकटा प्रश्न

-

२.२.शिव कुमार झा "टिल्लू"- मैथिली कथाक विकासमे गामक जिनगीक योगदान-

२.३.किशन कारीगर- मोछ वाली माउगी

-

२.८.डॉ. रमण झा- फोंका-एक विहगावलोकन

*डॉ. शेफालिका वर्मा*

*एकटा संस्मरण एकटा प्रश्न*

आइ अखबार मे पढ़लों मृदुला गर्ग केर एकटा आलेख ' सेक्युलर के नाम पर सम्मान का धंधा '....ओ ते लिखलनि ..आप हमारी संस्था को दास हज़ार रुपये दो,मै आपको 'फ़लाने' सम्मान से सम्मानित करूँगा..'...ओ चमत्कृत भ गेल छलीह .केओ ते हमरा सम्मान योग्य बुझलनी ..पाछा जे ओ दस हज़ार क गप सामने आइल...

हमरो मोन पड़ी आइल . स्थायी रूप स हम दिल्ली आइल छलों स्यात २००९ क मार्च मे.. ....२ .३ मासक उपरांत एकटा बड पैघ इंटर नेशनल संसथान दिसि से हमरा बड़का लिफाफा भेटल . रंग विरंगी

बेसकीमती कागज़ मे बड़का बड़का लोगक फोटो छपल , पुरस्कार लैत, दैत...भव्य मंच, सजावट....अंग्रेजी मे एकटा पत्र हमर नामे छपल छल ..जे साहित्य आ समाजक सेवा लेल हम अहाँ के सम्मानित करे चाहैत छी..अहाँ देखि लेब जे हम कतेक गोटा के सम्मानित केने छी ,सभक फोटो सेहो पठा रहल छी ..सांचे ओहि मे पूरा प्रोग्राम केर फोटो छल .सबटा आर्ट पेपर पर .....हमर जी थरथरा गेल ई कोन संस्था थीक जे दिल्ली अबितहि सम्मानित करे लेल अगुआय्ल अछ ...रोमांचित भ उठलों ..फेर सोच्लों ,अरे एतेक भाषाक 'हूज हु' मे नाम निकलल अछ ओहि से

खोजी नेने होइत.लागले फोन आइल अहाँ के हमर लिफ़ाफ़ भेटल ..आमंत्रण भेटल.हम सब अहाँ के सम्मानित कर चाहैत छी .......हम सोचैत सोचैत ठीक छै बाजि देलों..सब टा गप्प अन्ग्रेजिये मे भेल..हमर नाम के , किएक प्रस्तावित केने हेताह , दूर दूर धरि अहि युग मे केओ नै बुझा पडल..देखा पडल .....१ लाख रुपैया मामूली गप नै थीक जे केकरो करेज होइत केओ आन के दय दी ..सभक जी अपना अपना ले ओनाय्ल अछ......बड देर धरि सोचैत रहलों ,अपन आन के गुनैत रहलों ..के भ सकैत अछ...ई कोन संस्था एतेक ठस्सा वाला थीक एतेक पाई वाला..!

तखन हम अपन जेठ बेटा राजीव के फोन लगेलों जे दिल्ली विश्व विद्यालय मे प्रोफेसर अछ आ आइ ३० बरिस से दिल्लीमे अछ --ओकरा जरुर बुझल हेतैक....हम सब बात ओकरा पढ़ी के सुना देलों....ओ खुशी से गद गद भ गेल..मम्मी ,एहिठाम अबिते अहाँ मैथिली भोजपुरीक सेमिनार मे भाग लेलों...आब ई ...बहुत खुशी क गप , हम बाजलों ..राजू मैथिली भोजपुरी मे ते सब अप्पन छल एहि मे ते देसी विदेसी भरल अछ...हमर नाम के कहलक ..ओ एतेक खुश छल जे --छोड़ू ई सब गप भगवन जे दै छथिन खुशी खुशी ग्रहण करु....हम

*आश्वस्त भ गेलों.....अपन सम्मान दुनिया मे केकरा ख़राब लगैत छैक....*

*दस दिन बाद क बात छी, हम बिसरी गेलों , दिल्ली मे नव नव किनल घर द्वार के ठीक करे लगलों .....अचक्के एक दिन फोन आइल.. आर यु डॉ. शेफालिका ...हम यस बाजलों...अहांके मोन ऐछ ने काल्हिये प्रोग्रम्म थीक. ..हम चोंकि उठलों ..हं हं किएक नै...मोन अछि...*

*तं काल्हि ५ बजे साँझ से प्रोग्राम होइत...अहाँ एतेक हज़ार रुपैया एकटा लिफ़ाफ़ मे नेने आइब, प्रोग्राम से एक घंटा पहिने......*

हम अव्चंक भ गेलों .कहियो ई सब जानि बुझि तखन ने , रूपया किएक ??? ई नियम थीक एहि संस्थाक दीप तर अन्हार , वो बाला मधुर स्वरे बजलीह एहि मे कोन बुराई, अहाँ के सम्मानक संग ट्को भेटत ..,,,,,कोनो लोस नै अछ खाली गेने गेन...हम सपाट स्वरे ब्ज्लों हमरा टका द क सम्मान नै चाही...

तखन मोन मे घुमड़ लागल कतेको प्रश्न जाहि मे एकटा प्रश्न जरैत बुझैत आगि जकां ठाढ़ छल ..की एहनो होइत छैक ....





**ऐ रचनापर अपन मतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

१.शिव कुमार झा "टिल्लू"- समीक्षा

मैथिली कथाक विकासमे गामक जिनगीक योगदान-

गामक जिनगी'क पहिल कथा भैंटक लावा मिथिलाक बाढ़िक दशाकेँ केन्द्रित कऽ कऽ लिखल गेल अछि। भैंटक लावाक संदर्भमे हमरा सबहक गाम-गाममे एकटा कहबी चर्चित छैक- ‘‘बड़-बड़ जनकेँ भैंटक लावा पदनोकेँ मिटाइ।’’ ऐसँ प्रमाणित होइछ जे सोती, मुरदैया, पोखरि, धनखेतामे जलमग्नक परिणाम स्वरूप जनमल भैंटक- निघृष्ठ भोज्य पदार्थ थिक। भोज्य पदार्थ मात्र समाजमे रहितौं यायावरी जीवन व्यतीत करैबला लोक लेल। ऐ कथाकेँ पढ़ि

एकर प्रयोजन कनेक्शन विस्मित कर'बला परंच उपयोगी लागल। कथा मुसना ओकर अर्द्धांगिनी जीबछी आ दुनू बच्चाकेँ बाढ़िक जीवन दशासँ जोड़ि विम्वित कएल गेल अछि। अपना ऐठामक लोक संतान प्राप्तिक लेल जीबछ घाटमे मनौती मनैत अछि। जौं पुत्र लेलक तँ जीबछा आ जौं बेटी आएलि तँ जीबछी। ऐ जीबछीक तँ नेनकाल नै देखाओल गेल, ओहेन मॉगल-चॉगल छथियो नै मुदा साहस देखनुक। मुसनाकेँ सर्पदंशक काल जीबछी साहस नै छोड़ली। झाड़-फूक सन भ्रांतिकेँ ऐ कथामे देखाओल गेल परंच परिणाम सकारात्मक- "मुदा ढोढ़ सॉप कटने रहए तँ बिख लगबे नहि केलै।" ऐसँ रचनाकारक ग्राम्य जीवनक मनोदशाकेँ परिवर्तन करबाक उद्देश्य प्रमाणित होइत अछि।

श्रीकान्त सन गामक छड़ीदारकेँ बाढ़ि उद्देश्य पूरा नै करए देलक। जौं अन्न रहितनि तँ सूदिखोरी चैलतनि मुदा अपने खएबाक लेल नै तँए आगाँ की सोचथि.....?

जीवछी हुनके आश्रममे कुटौनी करति छलीह, श्रीकान्त बाबूकेँ सोगाएल देख जीबछीक कथन- "एक्केटा बाढ़िमे चिन्ता करै छथि कक्का, कनी नीक की कनी अधलाह, दिन तँ बितबे करतनि।" मे साहसक संग-संग यथार्थबोध होइत अछि। अभावक नाहमे सवार व्यक्तिकें भासि जएबाक कोनो चिन्ता नै, ओ तँ ई सोचि कऽ जल-यात्रा करैत अछि जे अथाह पानिमे नाह डूबबे करत। तँए हेलबाक कला पहिने सीख लेल जाए। दीन-हीन आ साधन विहिन मानवीय जीवनमे विचलन नै होइत छैक। मुसना अर्थात मकसूदन मूसक

तीमन आ धुसरी चाउरक भातमे जीबछीक सिनेह आ दुखनीक आश देख अमृत मानि कऽ ग्रहण कऽ लेलक। रातुक कोनो चिन्ता नै जीबछी साक्षात आर्या बनि ठाढ़ छलीह- ‘‘ककरो किछु होउ जकरा लूरि रहतै ओ जीबे करत।’’ बाढ़िसँ सभ क्यो तबाह कमला महरानीकेँ दीप बाड़ि अपन प्रभाव कम करबाक प्रार्थना सभ कियो करैत छल। यएह थिक मिथिलाक गामक जीवन केर मनोवैज्ञानिक रहस्य। हम-सभ भगवतीक आगाँ बलि प्रदानो कऽ सकैत छी तँ कखनो प्रकृत पूजन सेहो। जखन पानि कम भेल तँ सभ कियो अपन डूबल खेत-पथारक गलल डॉटकेँ गनऽ मे लागि गेलाह मुदा जीबछीक पारखी दृष्टि भैंटक कोखिकेँ देखबामे मग्न छल। श्रीकान्त बाबूसँ आज्ञा लऽ कऽ हुनक खेतसँ भाँटिकेँ उजाड़ि अन्न निका लऽ लगलीह। लावाक सुगंधसँ जीबछीक कल्पनामे चारि चान लागि गेल बाढ़िकेँ जीवनक उपहार मानि कमला-कोसीकेँ धन्यवाद दिअ लगलीह। ऐ प्रकारक सोचसँ कियो विस्मित भऽ सकैत अछि- बाढ़ि कखनहुँ लाभकारी कोना होएत? मुदा जीबछीकेँ डूबैक लेल तँ किछु रहबे नै करए धास-पातक घर फेर बनि जाएत। महींस नहियो तँ गाइये कीनबाक योजना बनाबऽ लगलीह।
स्वाभाविक अछि कर्मठ लोककेँ दुआरि ताकए नै पड़ैत अछि। कथाक सभसँ नीक प्रसंग लागल जे पहिलुक भैंटक चाउर श्रीकान्त बाबूकेँ देबामे जीबछीक दृष्टिकोण। गरीब कखनहुँ विश्वासधात नै कऽ सकैत अछि। संग-संग कथाक आकर्षण घटना चक्रक क्रममे जखन ठेंगी मुसनाक भरि पोख खून पी लेलक तखन मुसनाक





शंकाग्रस्त करब जे जीबछी हुनक मरबाक कामना करैत अछि किएक तँ दोसर पुरूष भेंट जेतनि। समाजक दाबल वर्गमे नारी शोषण नहि, किएक तँ नारी पुरूषक संग-संग जीवनक वाहनकेँ गति देवामे गतिशील रहैत छथि। ओ दोसरो विवाह करबाक लेल स्वतंत छथि। आगाँक जाति तँ नारीकेँ आब अधिकार दिअ लागल पहिने तँ ओ अंगनक लक्ष्मी मात्र छलीह। ऐ कथाकेँ पढ़बाक कम सोचऽ मे अबैत अछि जे आगाँ किनका मानल जाए मुसना सन मुसहरकेँ वा हमरा सन......।

रचनाकारक एकटा आर दृष्टिकोण नीक मानल जाए जे समाजक दूटा अलग-अलग वर्गक कथा कहितहुँ वर्ग संघर्ष नै वरन् सिनेहिल भाव। श्रीकान्त लावा तँ स्वीकार करै छथि संगहि जीबछीकेँ नव-वस्त्रक संग विदाइ सेहो दै छथि अइमे सामाजिक सामंजस्यकेँ बढ़ेबाक प्रयास देखऽ मे आएल।

**क्रमशः**

ऐ रचनापर अपन मतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

किशन कारीगर

**मोछ वाली माउगी।**

होली पर हास्य कथा।

धनिक दोकान दिस सॅ अबैत रही कि रस्ते मे खरंजे पर बिकाउ दास भेंट भए गेलाह पूछलनि बच्चा ई कहू करिया के कतहू देखलियैअ। हम बजलहूॅ नहि यौ बाबा हम अहॉ पोता के एमहर कहॉ देखलहूॅ। बिकाउ दास बजलाह धू जी महराज हम कारी सॅ

केस दारही कटाएब आ अहाँ हमरा पोताक भांज कहि रहल छी। लगैए जे आई होरी खेलेबाक निशा मे अहूँ मातले छी। हमरे खनदानी नौआ छल कारी ठाकुर एमहर बिकाउ दासक पोतक नाम सेहो कारी। दूनू गोटे नामक अनुरूप देखैयोअ में ततबेक कारी। कारी जतबाक देखबा में कारी ओतबाक उजर धब- धब आकेर मोछ । बड्ड ईमानदारी सँ शाही अंदाज मे हजामत करैत छल। ओकरा मोछक आगू मे त राजा महराजक मोछ छुछूआन लगैए। बिकाउ दास के हम कहलियैन बाबा बुझहैए मे धोखा भए गेल कारी नौआ तए अपने बथान दिस भेटत ओम्हरे जाउ ने। ताबैत उतरभारी दिस सँ कारी अपने मगन में झूमैत चलि अबैत रहैए। ओनाहियो फागुन मे सभ अपना धुन में मगन रहैए। कारी के देखैत मातर बिकाउ दास बजलाह अईं रौ करिया एहि बेर जोगिरा गबै लेल नहि एबहि रौ तोहर सिद्धप वाली भाउज खोज पूछारी क रहल छलखुन जे एहि बेर किर्तन मंडली होरी गीत गाबि जोगीरा खेलेताह कि नहि। कारी मोछ पिजबैत बाजल भैया अहाँ जाउ ने अहाँ भाउजी के कहबैन भांगक सरबत बना के रखतीह। हम सभ पहिने भगवति स्थान में होरी गीत गाबि अबीर चढ़ाएब तकरा बाद अंगने अंगने होरी खेलाएब।

कारी के गप सुनि त हमहूँ राग मल्हार मे मोने मोन नाचए लगलहूँ जे आई भांग पीबि क कारी संगे खूम नाचब। एहि बिचार मे मगन रही की कारी बाजल जे बच्चा अहूँ चलि

आएब एहि बेर झाइल बजौनिहार लोक कम छै त अहाॅ गीत गाबि झाइलो बजाएब। गाम घर मे नाटक खेलाई त हमही गीत नाद गाबै सॅ ल के मंच संचालन तक करी। तहि द्वारे निधोखे हम बजलहूॅ बेस जाउ हम भगवती स्ाानि में भेंटइ भए जाएब । दूपहर दू बजे किर्तन मंडलीक सभ कलाकार आस्ते आस्ते जुटान होमए लगलयै। कारी अपना दरवज्जा पर बैसी के चिलम फूकै मे मगन रहैए एक सोंठ खिचनहियै रहै की केम्हरो सॅ मनोज क्रांतिकारी धरफराएल आएल आ कारी` देह पर धाई दिस खसल। बाजल हौ कारी कक्का आई तोरे संगे होरी खेलाएब। एतबाक मे कारी फनकैत बाजल कह त हनो खसान खसब होइत छैक एखने चिलमक आगि सॅ मोछ झरैक जाएत। फेर मनोज बाजल हौ कक्का हमरो स बेसी त डंफाक ओजन छै तही दुआरे धरफरा गेलहूॅ। तकरा बाद  दूनू गोटे एक एक सोंठ चिलम खिचलक धुआॅ नाक दए के फेकलकै की कारी बाजल रौ भातिज किर्तन मंडलीक कलाकार सभ कतए नुकाएल अछि।

एतबाक में हरेकृष्ण ढ़ोलकिया ढ़ोल ढ़ूम-ढ़ूमबैत बुद्धना हरमोनियम पिपयबैत आ रामअशीष झाइलि झनकबैत तीनू गोटे तीन दिसि सॅ एकसुरे बजबैत आएल। ताबैत मे मनोज डंफा डूग-डूगबैत बाजल हल्ला गुल्ला बंद करू आ सुनु कारी कक्का के वाणी जी नहि त भरू ढ़ोलकिया के पानि जी। कि एतबाक मे कारी कठझाइल झनकबैत बाजल जोगी जा सारा...रा...रा. त सभ गोटे

एक सुरे बाजल सारा रा रा। बुद्धन बाजल रौ मनोजबा तेहेन शास्त्रीय राग मे पानि भरबाक लेल कहलीह जे दू-चारि टा छौंड़ा मारेर त डरे स भागी गेल। मनोज बाजल हौ भौया रंग घोरबाक लेल त पानि चाहि ने। रामअशीष बाजल हं रौ भजार ई त ठीके कहलीहि आब ई कह जे एहि बेर भाउजी के बनत। एतबाक में कारी मोछ पिजबैत बाजल रौ भातिज जूनि चिंता कर हम एखन जीवते छी।

होरी मे कारी सौंसे गौआक भाउजी बनैत छलैक की बुढ़-पुरान की छौंड़ा मारेर सभ गोटे हंसी खुशी सॅ गीत गाबि कारी संगे दिअर भाउज जेका होरी खेलाइत छल। मनोज बाजल हौ कक्का माउगी बनबहक से साड़ी बेलाउज कहॉ छह। कारी बाजल धूर रे बुरिबक जो ने तू अपने माए बला साड़ि नेने आ ने तोरे माए त हमरा भाउजे हेतीह। हौ कक्का तूं मारि टा खूएबह तोरा त बुझलेह छह हमर बाप मलेटी सॅ रिटायर आ हमर माए सेहो मलेटी। ज ई सारी मे लाल पीअर लागल देखतैह त कतेक मुक्का मारत से कोनो ठीक नहि। अच्छा कक्का तू चिंता नहि करअ हम अपने कनियॉ वला नुऑ नेने अबैत छी। कारी बाजल रौ भातिज तू बुरहारी मे हमरा गंजन टा करेमेह। हम ससुर भए के पूतहूॅ देहक नुऑ कोना पहिरब रौ राम-राम। लोक त साड़ी देखैते मातर चिन्हि जेतैए जे ई तोरे कनियॉक नुआ छै तब त लोको कोनो दसा बॉकि नहि राखत। बुद्धन कनेक बुझनुक ओ बाजल हौ तोरा डर किएक

    ISSN 2229-547X VIDEHA

होइत छह कियो पूछतह त कहिअक जे ई त बुधनाक साउस के नुआं छियैक। हमर साउस एखन अपने गाम आएल छथहिन। कारि ई सुनि चौअनियाँ मुस्कान दैति एकसुरे दू गिलास देसी भांगक सरबत घोंटि गेल आ बाजल बुधन तूं हरमोनिया बजाअ ताबैत हम समधिन संगे होरी खेलेने अबैत छी जोगी जा सारा...रा....रा। कि फेर सभ एकसुरे गाबैए लागल जोगी जा सारा रा रा। हरेकृष्ण ढ़ोलकिया ढ़ोल धूम-धूमबैत बाजल होरी मे कक्का करै छथि बरजोरी बुरहोरी मे मोन होइत छनि थोरू थोरू जोगी जा सारा रा रा। मनोज डंफा डूग-डूगबैत बाजल हौ कारी कक्का एना किएक मोन लुपलुपाइत छह। कारी झाइलि झनकबैत बाजल रौ भातिज ई फगुआ होइते अछि रंगीन तोंही कह ने मलपुआ खेबाक लेल केकर मोने ने लुपलुपाइत छैक। हं हौ कक्का एनाहियो होरी मे नएका नएका भाउज सबहक गाल त मलपुए सन पुल पुल करैत रहैत छैक।

कारी साड़ी पहिर अनमन माउगी बनि गेल मुदा मोछक देखार चिनहार दुआरे घोघ तनने। कारी हाथ सँ झाइलि ल हम गीत गाबि झाइलि बजबैत होरी गाबै लगलहूँ रंग घोरू ने कनहैया हो खेलैए होरी रंग घोरू सभ गोटे गीत गबैत भगवति स्थान बिदा भेलहूँ। भगवति के अबीर चढ़ा प्रणाम करैत मंडलीक सभ कलाकार अंगने अंगने होरी खेलेबाक लेल बिदा भेलहूँ। जेहेन घर तेहेन सरबत कतहुँ छूछे रंग टा। मुदा लोक हँसी खुशी स होरी

खेलाई मे मगन होइत होइत बिकाउ दासक दरवज्जा पर पहुँचलहूँ त होरी गीत शुरू केलहूँ हो हो किनका के हाथ कनक पिचकारी बुधना हरमोनियम पिपयबैत बाजल हो बिकाउ कक्का के हाथ कनक पिचकारी। एतबाक सुनितेह विकाउ दास अपना बेटा के हाक देलखिहिन हौ मांगनि जल्दी सॅ मंडली सभहक लेल दूध भांगक सरबत नेने आबह। ई सुनि हम सभ आर बेसी जोर सॅ जोगीरा गबै लगलहूँ ताबैत मनोज एक आध बेर डंफा लेने धरफड़ा के खसि पड़ल। ओकरा उठेलहूँ आ सभ गोटे भरि छाक भांगक सरबत पीबि होरी गबै मे मगन। एम्हर जोगीरा देखबाक लेल कनिया-पूतरा धिया-पूता  सभ घूघरू लागल।

एतबाक मे सिद्धप वाली दाई अबीर उड़बैत एलीह आ हॅसैत बजलीह गे दाए गे दाए ई नचनिहार माउगी के छीयैक? सुखेत वाली कनिया बजलीह माए इहेए चिन्थुहुन ने। दाई बजलीह चिन्हबै की पहिने रंग अबीर स देह मुॅह छछारि दैति छियैक। दाई निधोखे रंग लगबै लगलीह की धिचा तिरी मे कारीक घोघ उघार भए गेलै। दाई बजलीह गे माए गे माए एहेन मोछ वाली कनियॉ त पहिनुक बेर देखलहूँ। ताबैत कारी मुस्की मारैत बाजल भाउजी हम छी अहॉक दुलरूआ दिअर कारी। दाई एतबाक सुनि ठहक्का मारैत बजलीह अईं रौ मोछ वाली कनियॉ ला कनि तोहर मोछो कारीये रंग मे रंगि दैति छियौ। एकटा दिअर भाउज के निश्छल प्रेम त गामे घर में भेटत। तखने मनोज बाजल काकी ई

कनियाँ पसीन भेल किने ? दाई बजलीह हं रौ मनोज बड्ड पसीन भेल 60 वर्षक अवस्था में पहिनुक बेर देखलहूँ एहेन सुनर मोछ वाली माउगी।

**ऐ रचनापर अपन मतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

1.राम प्रवेश मण्डल- विहनि कथा- आह मिथिला! वाह मैथिली!

2सुमित आनन्द- **भाव-भूमि रसवंत पुस्तकक लोकार्पण**

1





*अहाँ घर आंगनसँ निकलि संसारमे पसरि गेलौं। संसार गाम जकाँ भऽ रहल अछि। सकेंडोमे विश्वक कोनोठाम रहैबला परिजनसँ गप्प कऽ सकै छी। हुनक छाया देख सकै छी। जइसँ हृदए आनंदित, अह्लादित भऽ जाइछ।*

*ऐ आनन्दमे हमहुँ साझी हएब, इच्छा भेल। साठि वसंत पार कऽ रहल छी। नूनूकेँ कहलियनि- "हओ, एकटा मोवाइल कीन लैह। विज्ञान आ वैज्ञानिकक ऐ चमत्कारक लाभ हमहुँ सभ उठाबी।"*

नूनू एकटा नीक-दामी मोवाइल कीनलक आ हाथमे दैत कहलक- "लिअ अहूँ अपन इच्छाकेँ पूरा कऽ लिअ।"

हम कहलिऐ- "हओ, मॉरिससमे सुन्दरलाल अर्थोपार्जनक लेल गेल अछि। हुनकासँ गप्प कराबह।"

नूनू नम्बर टीपलक आ हमरा हाथकेँ देलक। गप्प हुअए लगल। हम पुन: मोवाइल नूनू हाथकेँ दैत कहलियनि- "हओ नूनू, सुन्दरलाल तँ दोसर भाषामे बजै छै। गाममे तँ मैथिली बजै छलै। एतेक ल्दी ई परिवर्तन केना भेलै? नम्वरकेँ जाँचि अपन

*मातृभाषा मैथिलीमे गप्प कराबह। सुनै छी जे मोवाइलमे सभ भाषा रहै छै?"*

*नूनू आगा किछु नै बाजि हमरापर आँखि ला-पीयर करए लागल।*

2

सुमित आनन्द

**भाव-भूमि रसवंत पुस्तकक लोकार्पण**





जखन-तखन द्वारा ललितनारायण मिथिला विष्वविद्यालयक संगीत एवं नाट्य विभागमे डॉ भीमनाथ झाक समग्र मूल्यांकन 'भाव-भूमि रसवंत' पुस्तकक लोकार्पण समारोह दिनांक 06 03 2011 केँ अपराह्न 03 बजे दिनमे मनाओल गेल। एहि 512 पृष्ठक पुस्तकक लोकार्पण करैत बहुभाषाविद् पं गोविंद झा कहलनि जे डॉ भीमनाथ झाक भाषा सर्वजन सुलभ अछि। ओ चिंता व्यक्त कयलनि जे वर्तमान समयमे भावना मरि रहल अछि संगहि कवि लोकनिकेँ दोसरक हेतु जीबाक परामर्ष देलनि।

पुस्तकक समीक्षा करैत मैथिलीक सुप्रसिद्ध समीक्षक श्री मोहन भारद्वाज हिनक एहि पोथीकेँ साहित्यिक दस्तावेज कहलनि। ओ हिनक छन्दोबद्ध एवं तुकान्त रचनाक भूरि-भूरि प्रषंसा कयलनि संगहि ईहो कहलनि जे छन्दोबद्ध रचना स्थायी महत्वक थिक। बच्चा सभक पाठ्यक्रममे सम्मिलित करबाले हुनका अर्वाचीन कविक छन्दोबद्ध रचना नहि भेटैत छनि। श्री भारद्वाज हिनका एकसरे एहन लेखक मानैत छथि जे लगभग 150 साहित्यकारपर लिखि चुकल होथि। कार्यक्रमक अध्यक्षता करैत वयोवृद्ध साहित्यकार पं चन्द्रनाथ मिश्र 'अमर' डॉ झाक लेखनकँ महत्वपूर्ण अवदान कहलनि। ज्योत्स्ना चन्द्रमक संचालन एवं डॉ अषोक मेहताक धन्यवाद ज्ञापनसँ सम्पन्न समारोहमे डॉ झा अपन लेखनक संबंधमे कहलनि जे ओ जे किछु कए सकलाह से अक्षरपुरुष लोकनिक सान्निध्य आ स्नेहभाजनक कारणसँ। कार्यक्रमक ष्षुभारम्भ श्री हीरेन्द्र कुमार झाक स्वागत भाषण एवं अंजली मेहता द्वारा ''वाणी हेरू, कृपा दृग

फेरू'' कविताक गायनसँ भेल जे डॉ झाक लिखल थिक। पुस्तकक सुन्दर प्रस्तुतीकरणक हेतु प्रायः सभ वक्ता लोकनि डॉ विभूति आनन्दक प्रयासक प्रषंसा कयलनि।

एहि अवसरपर पटना सहित आसपासक जिलाक पर्याप्त संख्यामे साहित्यकार लोकनिक उपस्थिति छल जाहिमे प्रमुख छलाह-डॉ सुरेष्वर झा, डॉ गणपति मिश्र, श्री कमला कान्त झा, प्रो अजीत वर्मा, डॉ शिवाकान्त पाठक डॉ देवनारायण यादव, डॉ षषिनाथ झा, डॉ नीता झा, डॉ रमण झा डॉ नरेन्द्र नारायण निराला, डॉ आषा मिश्र, डॉ नरेष मोहन झा, डॉ बुचरू पासवान, डॉ धीरेन्द्र नाथ मिश्र, डॉ पुष्पम नारायण, श्री अमलेन्दु शेखर पाठक इत्यादि।

**ऐ रचनापर अपन मतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**



*योगानन्द झा*

# *इसवी सन 2010 : मैथिलीक गतिविधि*

वर्ष 2003क अन्तिम मासमे जखन मैथिली भाषाकेँ संविधानक अष्टम अनुसूचिमे स्थान प्राप्त भेलैक तँ आवासी-प्रवासी मैथिल

जनसमुदाय तत्कालीन

प्रधानमंत्री मान्यवार श्री

अटल बिहारी बाजपेयी

ओ गृहमंत्री मान्यवर

श्री लालकृष्ण

आडवाणीक प्रति

अभिभूत भेल अपन

चिर आकांक्षाक

प्रतिपूर्तिसँ हर्षोल्लासमे

निमग्न प्रतीत भेल।

ज्योतिरीश्वर ओ

विद्यापति ठाकुरक

देसिल वयना,

ब्रजकिशोर ठाकुर आ

कर्पूरी ठाकुरक सत्यप्रयाससँ आ अन्तत: मान्यवर डा. श्री सी.पी. ठाकुरक प्रयत्ने राष्ट्रीय क्षितिजपर अपन उचित स्थान पओलक।

सुमन, मधुप, किरण,

मणिपद्म, प्रबोध,

देवनारायण, यात्री

आदिक आत्मा जुड़ा

उठल हेतनि। सर्वश्री

अमर, प्रदीप, वैद्यनाथ

चौधरी आदि गोटाक

एकटा यज्ञ पूर्णाहुति
दिस अग्रसर भेलनि।
हिनकालोकनिक संघर्ष
सफलता प्राप्त कएलक
आ एकबेर फेर नव
स्पन्दन मैथिली जगतमे
अएलैक।





मैथिली पत्रकारिता

जगतमे ई स्पन्दन

मिथिला दर्शन, पूर्वोत्त

मैथिल, विद्यापति

टाइम्स, समय-साल,

आँकुर, पक्षधर,

पूर्वोत्तर मैथिल समाज,

कर्णामृत, जखन-तखन, मिथिला-दर्पण, सांध्य गोष्ठी, मिथिलायतन, गामधर, आङन ओ ई-पत्रिका विदेह आदिक माध्यमे विगत वर्षमे मैथिली गतिविधिकेँ

समंजित-संयोजि करैत रहल अछि।

कलकत्तासँ प्रकाशित मैथिलीक एकमात्र दैनिक मिथिला समाद, स्वदेशक सरणिपर मैथली दैनिकक

# अवधारणाकेँ सम्पुष्ट करबामे लागल रहल अछि। पक्षधर (स. श्रीसीतांशु कश्यप, राँची) आ मिथिला सृजन (स. श्रीऋृषिवशिष्ठ,

मधुबनी) एही वर्षक देन थिक।

पोथी प्रणयन ओ प्रकाशनक दिशामे सेहो क्षिप्र गतित्व विगत 2010क उपलब्धि मानल जा सकैछ।



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

प्रकाशक ओ वितरकक सर्वथा अभाव रहतौं मैथिली लेखकलोकनि ग्राहकक परवाहि बिनु केने स्वयं अपन-अपन रचनावलीक प्रकाशनसँ मैथिलीक समृद्धि हेतु

प्रतिबद्ध देख पड़लाह।

दिल्लीक श्रुति

प्रकाशन, सरिसबक

साहित्यिकी, दरभंगाक

जखन-तखन, पटनाक

चेतना समिति ओ

शेखर प्रकाशन, एत'

धरि जे विद्यापति टाइमसो प्रकाशन आ मिथिला रिसर्च सोसाइटी आदि ऐ यज्ञमे लेखकलोकनिक सहायता-संवर्द्धनामे जुटल देख पड़ल।

प्रकाशनक दृष्टिये ऐ

वर्षक महत्वपूर्ण

प्रकाशन अछि पाँच

खण्डमे प्रकाशित

रमानाथझा समग्र

जकर सम्पादन

कएलनि अछि श्रीमोहन







भारद्वाज। पाँच हजार मूल्य ई बेछप रचना संचयन मैथिलीक गौरव ग्रन्थ थिक। पूर्वमे श्री गजेन्द्र ठाकुर पाँच हजार टाका मूल्यक जीनोम मैपिंग

एक्के खण्डमे प्रकाशित कएने छथि।

एकरे सबहक परिणामस्वरूप मैथिली कथा आन्दोलनकेँ समर्पित सगर राति दीप जरय आन्दोलन

वर्ष 2010क चारू किस्त, जकर आयोजन क्रमश: श्रीरमाकान्त राय रमा’क संयोजकत्वमे नरहन, समस्तीपुरमे, डा. योगानन्दझाक



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

संयोजकत्वमे

कबिलपुर,

लहेरियासराय,

दरभंगामे, श्री जगदीश

प्रसाद मण्डल'क

संयोजकत्वमे बेरमा

झंझारपुर, मधुबनीमे आ

# श्रीअरविन्द ठाकुर’क संयोजकत्वमे सुपौल (कोशी क्षेत्र)मे सफलतापूर्वक सम्पन्न भेल आ ऐ अवसरपर पोथीक लोकार्पण-प्रक्रियामे निरन्तरता

बनौने रहल जइमे

कबिलपुरक मिथिला

रिसर्च सोसाइटीक

तत्वावधानमे सत्रह

गोट पोथी आ एकटा

सी.डी.क लोकार्पण

कीर्तिमान स्थापित

करबा योग्य ऐतिहासिक प्रकृतिक रहल। ऐ अवसरपर लोकार्पित पोथीमे श्रीमती प्रीति ठाकुरक-दू गोट चित्रकथा संग्रह, श्री जगदीश

प्रसाद मण्डल’क दूटा उपन्यास (जिनगीक जीत आ उत्थान-पतन) आ एकटा कथा संग्रह गामक जिनगी, श्री गजेन्द्र ठाकुर कृत मिथिलाक पंजी प्रबंध





# (तारपत्र आदिक डिजिटल इमेजिंग, डी.भी.डी), डॉ. प्रेमशंकर सिंह’क मैथिली भाषा साहित्य: बीसम शताब्दी (अलोचनात्मक निबंध

संग्रह) डा. वीणा ठाकुरक भारती उपन्यास, डॉ. मुरलीधर झाक पिलपिलहा गाछ बालकथा संग्रह, डॉ. धीरेन्द्रनाथ मिश्रक

समाचार कथा कथा संग्रह, डॉ. अमरनाथ चौधरीक हमरो लेने चलू, कथा संग्रह, डॉ. योगानन्दझाक कथा-लोककथा कथा संग्रह आदि उल्लेखनीय

अछि। तहिना बेरमाक 71म सगर राति दीप जरय'क आयोजनक अवसरपर छह गोट पोथी आ दू गोट सी.डी-डी.भी.डी.क लोकार्पण भेल। जइमे

# श्री जगदीश प्रसाद मंडलक तीन गोट पोथी- जीवन-मरण आ जीवन संघर्ष उपन्यास, बाल-किशोर प्रेरक कथा संग्रह तरेगन, कमलकान्त झा

अलका, डॉ. तारानन्द वियोगीक, प्रलय रहस्य (कविता संग्रह), श्रीपति सिंह निबंध-तरंग (निबंध संग्रह)क लोकार्पण भेल।

स्वतंत्रो रूपेँ पोथीक

लोकार्पण बरसात

होइत रहल जइमे पं.

श्रीचन्द्रनाथमिश्र

अमर’क अतीत मन्थन

ओ पं. श्रीगोविन्द्रझाक

जनम अवधि हम

# आत्मसंस्मरण, डॉ. नीता झाक देश-काल कथा संग्रह, डॉ. महेन्द्र नारायण रामक लोकदर्शन आलोचना, स्व. गोविन्द चौधरीक गोविन्द रचनावली

(रचना-संचय), प्रो. उमानाथझाक मैथिली नवीन साहित्य संग्रह, श्रीप्रदीप मैथिलीपुत्रक श्रीसीतावतरण महाकाव्य प्रबन्धक द्वितीय संस्करण,

# श्रीमकलाकान्त झाक फोँका कविता संग्रह, डॉ. सुरेन्द्र कुमार सुमनक राधाकृष्ण चौधरीक व्यक्तित्व ओ कृतित्व शोध-ग्रंथ, प्रो. राजाराम प्रसादक

# मैथिली लोकनाट्य शोधग्रंथ, डॉ. देवकान्त मिश्रक बेनीपुर अनुमंडलमे मैथिली शोधग्रंथ आदिक संगहि अनेकानेक लेखकलोकनिक

पोथिक आयोजनपरक

लोकार्पण होइत रहल।

हरिमोहन झाक

सरणिपर गप्प श्रेणीक

वस्तुनिर्माण कऽ डॉ.

राम किशोर झा

'विभाकर' एही वर्ष

मनीषा मामाक मीमांसा नामक ग्रन्थ प्रकाशित करौलनि।

नेपालमे श्रीराम भरेस कापड़ि 'भ्रमर' द्वारा सम्पादित मैथिली नाटक संग्रह ओ





स्वरचित नओ गोट एकांकीक संग्रह भैया अएलै अपन सोराज मैथिली नाट्यविधाकेँ युगानुकूल प्रस्तुतिक दृष्टिएँ महत्वपूर्ण सावित भेल।

# सामान्‌य अनुवाद प्रणालीसँ हटि कऽ बिना कोनो अनुबन्धक अनुवादकारिताक दृष्टिएँ ऐ वर्षक उपलब्धिमे रेमिका थापा कृत कविता

# संग्रह देश र अन्य कविताहरूक मैथिली अनुवाद देश आ अन्य कविता सभ

## दृष्टिपथपर आबि सकल अछि जे

## श्रीमती मेनका

मल्लिकक कृति थिक आ स्वतंत्र रूपेँ अनुवादकारिताक महत्वपूर्ण दिशाबोधक अछि।

मैथिली लेखन-प्रकाशनकेँ सम्वर्द्धित

# करबामे श्री गजेन्द्र ठाकुर प्रयोजित ई-प्रत्रिका विदेह अन्यतम मानल जाए लागल अछि, जकर सदेह (हार्ड काँपी) अंक दू, तीन आ चारि

पत्रिकाक चयनित रचना सभसँ कथा, कविता आ प्रबन्ध-समालोचनाकेँ पुस्तकाकार प्रकाशित कऽ ऐ वर्षक प्रारंभमे अपन सामार्थ्यक

परिचय दऽ देने छल।
महिला सशक्तिकरणक
प्रतीक पत्रिका जानकी
अपन अस्तित्व अहू
वर्ष बनौने रहल।
मिथिला दर्पण, बम्बइ,
समय-साल ओ घर-

बाहर, पटना तथा पक्षधर, राँची अपन अवधि सोपेक्षाताक निर्वाह कएने रहल। मिथिला दर्पणकेँ श्री हीरेन्द्र कुमार झाक



ऊर्जाक लाभ

भेटलैक।

ऐ वर्ष जे सर्वाधिक

प्रशस्त सम्मान

मैथिलीकेँ भेटलैक

अछि से थिक

मैथिलीक वरेण्य कवि

ओ महारथी पं. श्रीचन्द्रनाथ मिश्र 'अमर'केँ साहित्य अकादेमी, नई दिल्ली द्वारा फेलोशिप प्रदान करब। मैथिलीक पालामे ई सम्मान

# पहिले बेर आएल

# बूझल जएबाक चाही,

# जइसँ मिथिला-मैथिली

# गौवान्वित अनुभव

# कएलक। श्री अमरकेँ

# भेटल ई सम्मान

# हुनका हिन्दीक

केदारनाथ सिंह आ
अंग्रेजीक खुशवंत
सिंहक संगे प्रदान
कएल गेलनि अछि
जइसँ मैथिलीकेँ
राष्ट्रीय क्षितिजपर
आत्मतोषात्मक अनुभूति

भेलैक। ओना ऐसँ पूर्व हिन्दी-मैथिलीक जनकवि नागार्जुन-यात्रीकेँ 1955मे ई सम्मान भेटल छलनि मुदा सुच्चा मैथिली लेखक ओ सेवककेँ

प्राप्त ऐ बेरूक उपलब्धि मैथिली प्रेमीलोकनि द्वारा मानल गेल।

ऐ वर्ष मैथिली-संस्कृतिक विद्वान ओ हिन्दी-मैथिलीक

बहुआयामी लेखक डॉ. तारानन्द वियोगीकेँ साहित्य अकादेमी द्वारा बाल साहित्य 'ई भेटल तँ की भेटल' पर पुरस्कृत कएल गेलनि। जइसँ

# अभिनव प्रकृति ओ अनुसन्धानात्मक बाल साहित्य लेखन दिस मैथिली साहित्यकारलोकनि प्रेरित भेलाह अछि आ युवा लेखन नव

उत्साहक संचाररसँ
उत्फुलल अछि।
हिनक प्रलय-रहस्य
कविता संग्रह एही वर्ष
प्रकाशित भेलनि।
साहित्य अकादेमी द्वारा
फूलचन्द्र मिश्र ’रमण’

कृत मैथिली विनिबन्ध

बुद्धिधारी सिंह

'रमाकर' एही वर्ष

प्रकाशमे आबि सहल।

डॉ. रमानन्द झा रमण

खोजी पत्रकार जकाँ

जर्मन पत्रिकासँ

ग्रियसर्न संकलित गीत दीनाभद्रीक ओ गीत नेवारककेँ ताकि-हेरि उद्धार कऽ पं. गोविन्दझाक सानुवाद प्रकाशित करौलनि।

उक्त अकादेमी द्वारा तंत्रनाथ झा ओ सुभद्रझाक जन्मशताब्दी सरिसवमे इशनाथ झा, लक्ष्मीपति सिंह ओ भुवनेश्वर सिंह भुवनक जन्म शताब्दी मधुबनीमे

# तथा यात्री ओ आरसी प्रसाद सिंहक जन्म शताब्दीक अवसरपर राष्ट्रीय संगोष्ठीक आयोजन क्रमशः पटनाक चेतना समिति ओ मुजफ्फरपुरक

स्नातकोत्तर मैथिली विभागक तत्वाधानमे सम्पन्न भेल। एही क्रममे प्रगतिशी लेखक संघ द्वारा नागार्जुन-यात्रीक जन्मशती समारोह उल्लेखनीय

अछि। अकादेमीक वर्तमान मैथिली प्रतिनिधि डॉ. विद्यानाथ झा 'विदित' एही अवधिमे अपन औपन्यासिक कृति सभ करपुरिया, अनामिकाक





चिट्ठी, मात्र तीन घंटाक समय आदिक निरन्तरता ओ विपुलता-बहुसंख्यकताक कारणे प्रतिष्ठापित भेलाह अछि। पूर्वमे पं. श्री गोविन्दझा, पं.

श्रीचन्द्रनाथ मिश्र 'अमर' श्री मायानन्द मिश्र, डॉ. रामदेव झा एवं मार्कण्डेय प्रवासीकेँ प्रदत्त 'ऑथर ऐट रेसिडेन्स' सुनबामे आएल जे एही वर्ष डॉ.

सुरेश्वर झाकेँ भेटलनि अछि। तुषारपात ई जे मार्कण्डेय प्रवासी सदृश मनीषी कवि, राष्ट्रीयता ओ गीतकाव्यक प्रति समर्पित व्यक्तित्व एही वर्षकेँ अपन

महाप्रयाणक हेतु चुनि मैथिलीसँ एक गोट सशक्त रचनाकारकेँ छीन लेलखिन। डॉ. जयकान्त मिश्र ओ पं. जयमन्त मिश्रक निधन

सेहो असह्य अशनिपात रहल।

ऐ वर्षक अन्यतम उपलब्धि अछि गतिविधियेँ मृतप्राय मैथिली अकादमी, पटनाक पुनर्जागरण।

बिहार सरकार ऐ

संस्थाक पुनर्गठन कऽ

एकर बहुत दिनसँ

रिक्त अध्यक्ष पद एक

गोट विशिष्ट सेवी श्री

कमलाकान्त झाक

सशक्त हाथमे प्रदान

ISSN 2229-547X VIDEHA

कएलनि जइसँ मैथिली जगत प्रफुल्लित अनुभव कएलक। श्री झाक अबिते मैथिली अकादमी कायाकल्पक अनुभव कएलक आ अनेको वर्षसँ दबल-

पड़ल आधा दर्जन व्याख्यानमालाकेँ ओ पटना आ दरभंगामे आयोजित कए, पुस्तक प्रदर्शनी लगाए लोककेँ एकबेर फेर अकादमीक सुगबुगाहटिसँ परिचय

करा देलखिन।

अकादमीक खर्चपर

चेतना परिसरमे

'पारिजातहरण'

नाटकक मंचन एकटा

अलगे संदेश दऽ

सकल। मैथिली

साहित्यक उत्कृष्ट

सेवाक हेतु

विद्वानलोकनिकेँ

सम्मानित करबाक

परम्पराकेँ जगजियार

करैत अकादेमी

एम.एल.एस.एम.

काओलेजक मैथिली, ल.ना.मिथिला.विश्वविद्यालयक श्री विभूति आनन्दक हाथेँ सम्मानित कऽ नूतन अध्याय जोड़लक अछि। कीर्तिनारायण

मिश्र पुरस्कार ऐबेर महाप्रकाशकेँ प्रदान कएल गेलनि अछि।

भारतीय भाषा संस्थान, मैसूर सेहो ऐ वर्ष मैथिलीक कार्यशालाक आयोजन कऽ मैथिली

अनुवादक माध्यमे ऐ भाषाकेँ राष्ट्रीय-अन्तर्राष्ट्रीय क्षितिजपर प्रक्षेपित करबाक प्रयास कएलक अछि। एकरा द्वारा विभिन्न पत्रिकाक पोषण ओ अनेक

पोथीक क्रय सेहो मैथिली क्षेत्रमे उत्साहक कारण बनल रहल अछि।

ऐ वर्ष स्व. हरिवंश 'तरूण', समस्तीपुर संस्थापित ओ अखिल





# भारतीय साहित्य-सेवाकेँ समर्पित साहित्यक संस्था भारतीय साहित्यकार संसद जै मैथिली रचनाकार-पत्रकारकेँ सम्मानित करबाक

निर्णय लेलक अछि तइमे श्रीविजयनाथ झा, डॉ. सुरेन्द्र कुमार 'सुमन' ओ विद्यापति टाइम्सक सम्पादक आ अधिष्ठाता श्री विनोद कुमारक नाम

उल्लेखनीय अछि। ज्ञातव्य जे श्री विजयनाथ झाकेँ ऐ वर्ष विहार राष्ट्रभाषा परिषद, पटना सात हजारक लोकभाषा पुरस्कारसँ सम्मानित

कए मैथिलीक प्रति

अपन आत्मीयताक

परिचय अनेक

वर्षोपरान्त सम्मानित

कए मैथिलीक प्रति

अपन आत्मीयताक

परिचय अनेक

वर्षोपरान्त प्रस्तुत कऽ सकल। विद्यापति सेवा संस्थान, दरभंगा ओ चेतना समिति, पटना अहू वर्ष परम्परिते रूपमे विद्यापति स्मृति-

# पर्वक आयोजन कऽ संतुष्ट देखल गेल।

# ऐ वर्ष श्री सोमदेवक रचनावलीपर डॉ. सुधाकर चौधरीक 'बहुआयामी जनकवि सोमदेव'

समालोचनात्मक ग्रन्थ प्रकाशित भेल जे जीवित रचनाकारर लिखल जाइत विरल पोथीक परम्परामे समादृत भेल आ सोमदेवजीकेँ स्वस्ति

# फाउण्डेशन, सहरसा लाइफ टाइम एचिभमेन्टक आधारपर प्रबोध साहित्य सम्मानक रूपमे एक लाख टाकाक पुरस्कारसँ सम्मानित

करबाक हेतु चयनित केलकनि जकर मैथिली साहित्य जगतमे स्वागत भेल अछि। साहित्य अकादेमी, नई दिल्ली ऐ वर्ष मैथिलीक हेतु

मौलिक पुरस्कारक उद्घोषणा तकनीकी व्यवधानक कारणे नै कऽ सकल छल जे आब डॉ. श्रीमती उषा किरण खानकेँ हुनक पोथी भामती नामक



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

उपन्यासपर प्राप्त होएबाक सूचना अछि। मैथिलीक गतिविधिक दृष्टिएँ ऐ वर्ष दिसम्बर बाइस-तेइसकेँ श्री रामभरोस कापड़ि 'भ्रमर'क संयोजकत्वमे





काठमांडूमे आयोजित अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन सेहो ऐतिहासिक प्रकृतिक कहल जा रहल अछि जइमे नेपालक सम्पूर्ण सत्ता एतए धरि जे

राष्ट्रपति, उपराष्ट्रपति सेहो समुपस्थित भऽ मैथिलीक उत्थान-मार्गकेँ प्रशस्त करबाक आश्वासन देलनि। ऐ सम्मेलनमे भारतीय साहित्यकार-





कलाकारलोकनिक
सेहो पर्याप्त सहभागिता
रहल जइमे सर्वश्री
वैद्यनाथ चौधरी 'बैजू'
चन्द्रेश, कमलकान्त,
फुलचन्द्र झा 'प्रवीण'
नलिनी चौधरी,

कुंजबिहारी मिश्र, रंजना झा, जय प्रकाश चौधरी 'जनक' उषा पासवान आदिक नाओं उल्लेखनीय अछि। नेपाल मैथिलीक तिरहुता लिपिकेँ

यूनीकोडमे समाहित करेबाक हेतु दत्तचित अछि, से अलगे प्रसन्नताक विषय थिक।

तथापि, भारतीय संविधान, बिहार लोक

सेवा आयोग, भारतीय संघ लोकसेवा आयोग सदृश संस्थामे मान्यताप्राप्त मैथिली आइयो प्राथमिक शिक्षामे उपेक्षित अपन आयामक मौलिकता ओ

व्यापकताक बाट

ताकिये रहल छथि।

तँए ने मैथिली-मनीषी

पं. श्री अमरजीकेँ

लिखए पड़ि रहलनि

अछि-

फुनगीये दिस ताकि
रहल छथि
मैथिलीक सभ प्रेमी।
घरमे डिबिया मिझा
रहल अछि
के उकसाओत टेमी?

ऐ रचनापर अपन मतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

सुजित कुमार झा-

जंगलमे होरी



एखन होरीकेँ मिथिलाञ्चलमे धुम अछि । जतय जाउ ओकरे चर्चा रहैत अछि । वैवाहिक कार्यक्रमसभमे तऽ रंग अविर श्रीपञ्चमीए दिन सँ शुरु भऽ गेल अछि । जे केउ सासुर जाइत छथि वा सम्धियनामे रंग अविर सँ स्वागत हेवे करैत छन्हि ।



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

साँझ होइते होरैया सभकेँ गीत गवैत लोक गाम गाममे देख सकैत अछि । जनकपुरमे होरीकेँ विशेष कार्यक्रम होइत अछि । मिथिला नाट्यकला परिषद प्रत्येक वर्ष अहि अवसरपर महामूर्ख सम्मेलन आयोजना करैत अछि । परिक्रमामे सहभागीसभ कञ्चनवनमे होरी तऽ एक हप्ता पहिने खेल चुकल अछि ।

कञ्चनवनमे होरी

वनमे वा जंगलमे होरी हैत इ सुनलापर वहुतो लोककेँ आश्चर्य लागल हैत । मुदा सत्य इहे अछि । जनकपुर क्षेत्रक प्रसिद्ध धार्मिक स्थल कञ्चनवनमे फागुन २७ गते होरी सम्पन्न भेल अछि । ओ स्थलपर के बाबाजी के महिला पुरुष सभ होरी नहि हुरदंग तक खेललन्हि अछि । परिक्रमा डोला कञ्चनवनमे पहुँचलापर प्रत्येक वर्ष होरी होइत अछि जानकी मन्दिरक महन्थ रामतपेश्वर दास वैष्णव कहैत छथि । ओ होरीमे जनकपुरक अधिकांश मठ मन्दिरक महन्थ, समाजिक, सांस्कृतिक, राजनीतिक क्षेत्र सँ आवद्ध व्यक्ति सहभागि होइत अछि ओ जानकारी देलन्हि ।



यतेक रंग अविर होइत अछि जे जंगल सेहो रंगा जाइत अछि । रामनगरवाली नामक महिला कहैत छथि हमसभ कञ्चनेवनमे होरी खेलाइत छी पूर्णिमा दिन पुवा पुरी मात्र खाइत छी । कहल जाइत छैक त्रेता युगमे भगवान राम जानकी चारुभाइ आ चारु वहिन संगे कञ्चनवनमे होरी खेलायल छली । ओहिकेँ संस्मरणमे कञ्चनवनमे होरी खेलायल जाइत अछि । 'जंगलमे होरीकेँ आनन्दे किछ आओर अछि' , नेपाल ललितकला प्रज्ञा

प्रतिष्ठानक प्राज्ञ रमेश रञ्जन झा कहैत छथि–'जनकपुर क्षेत्रमे सही होरी तऽ कञ्चने वनमे होइत अछि । कञ्चनवनक होरीकेँ प्रसिद्धीकेँ देखैत नेपाल सरकारक वृहत्तर जनकपुर क्षेत्र विकास परिषद ओ होरीकेँ अगिला वर्ष सँ विशेष होरी बनावयकेँ निर्णय कएने परिषदक अध्यक्ष दिगम्वर राय जानकारी दैत छथि ।

महामूर्ख सम्मेलनक सेहो धुम

पुवा माउस खायवलासभ वा पूर्णिमा दिन रंग अविर खेलायवलासभ वहुतो स्थानपर होरीकेँ आंगुरपर गनैत हेता । मुदा जनकपुरमे सभ सँ वेसी केकरो प्रतिक्षा भऽ रहल अछि तऽ ओ अछि होरी नहि महामुर्ख सम्मेलनकेँ । मैथिली भाषा, साहित्य, कला, सांस्कृतिक उत्थानकलेल काज करयवला नेपालक अग्रणी संस्था मिथिला नाट्यकला परिषद ओ सम्मेलनकेँ जनकपुरमे प्रत्येक बर्ष आयोजना करैत अछि । ओ सम्मेलनमे विभिन्न विशिष्ठ व्यक्तिकेँ व्यंङ्ग्यात्मक उपाधि वितरण कएल जाइत अछि । महामूर्खक उपाधि केकरा वितरण कएल जाए अहिकेँ मिनाप विशेष तयारी कऽ रहल मिनापक अध्यक्ष सुनिल मल्लिक कहैत छथि ।



इम्हर महामूर्ख बनवाकलेल सेहो भारी प्रतिस्पर्धा देखल जा रहल अछि । अहिवेर साहित्यिक क्षेत्रक, राजनीतिक क्षेत्रक वा समाजिक क्षेत्रक हातमे महामूर्खक उपाधि भेटैत अछि तेकरो प्रतिक्षा भऽ रहल अछि । २०६५ सालक महामूर्खक उपाधि प्राप्त कर्ता एवं मैथिलीक बरिष्ठ साहित्यकार डा. राजेन्द्र प्रसाद विमल कहैत छथि ‘उपाधि प्राप्त करब अपनामे बडका बात होइत अछि , प्रेम सँ लोक किछ पिब लैत अछि । तखन महामूर्ख पाएब बडका भारी बात नहि ।

जनकपुरमे २०६१ साल सँ महामूर्ख सम्मेलन होइत आएल अछि । २०६१ सालक महामूर्ख मैथिली कवि नरेश ठाकुर , २०६२ कें एमाले नेता शीतल झा , २०६३ कें जनकपुर नगरपालिकाक तत्कालीन मेयर हरि बहादुर बिसी, २०६४ कें सदभावना नेता ओमकुमार झा , २०६५ कें बरिष्ठ साहित्यकार डा. राजेन्द्र विमल आ २०६६ कें पूर्व मन्त्री एवं एमाले नेता रामचन्द्र झा कें पदबी देल गेल ।



महामूर्खक नामपर बहुतो गीत बनल

कोनो चिज जखन लोकप्रिय होइत अछि तखन ओकरा सभ क्यास करय लगैत अछि । महामूर्ख सम्मेलन सँ जोडिकऽ बहुत गीतकार सभ गीत लिखलन्हि अछि । मैथिलीक चर्चित गीतकार कालीकान्त झा त्रिषितक गीत खुब चर्चित भेल अछि । हुनक गीत .....

स्वागत वागत मूर्ख महान
महामूर्ख सम्मेलन के अछि
अपनेही पर अभिमान
निप्पट मूर्ख चौपट्ट भट्ट
अही आयब भेल प्रमाण
छल प्रपंच पाखण्ड भरल जग
सत्यक नहि पहिचान
ई सम्मेलन कय प्रमाणित मूर्ख सकल विद्वान
बनी प्रतिनिधि संसद सुनैत
मूर्ख शिरोमणि शान
पेन्ट पहिरि ठाडे भऽ मुतैत
कुकुर सभक राग
कुर्सी चढि लक्ष्मीके बाहन
मूर्ख बनय विद्वान
हा कुर्सी हे कुर्सी
कुर्सी पक्ष विपक्षक प्राण
स्वागत वागत मूर्ख महान

ऐ रचनापर अपन मतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।



# राजदेव मण्डल

# उपन्यास' आगाँ

हमर टोल

गहवरक अँगनीमे जेना ललका इजोत उतरि गेल छै। अन्हारक कोरामे लहुआएल लाल चिल्हका खेला रहल हो, तहिना सन लगैत अछि।

धधकैत आहुत, चौमुख
जरैत दीप, अड़हुलक
लाल फूल, लाल
सिनूर, ललका डाली।
सबहक मुँह जेना ओही
लालीसँ ढौंरल हो।
लाल टुह-टुह भेल

भगतकँ आँखि सपनामे डूबि-उगि रहल हो। पहिले कहि देल गेल छलै। मरद सभ एककात आ औरतिया सभ एककात। बात के सुनतै? ढीठ सभ





मरदक झोंझिमे ढुकि कऽ बैसल छै।

दोसरो दिस तँ थेथरे सभ अछि। मौगियाह जकाँ दोगमे ढुकि कनफुसकी कऽ रहल छै।

पता नै चलै छै औरत
आ मरदक। एक तँ
इजोत तेजगर नै छै।
दोसर साड़ीसँ आधा
मुँह झँपने छै।
आँखिक भाग देखलासँ
केना चिन्हत लोक।

दसगरदा जगहपर सभ चलै छै।

सभ की चलतै।

उतरबरिया कातसँ

औरतिया सभकेँ नै

बैठबाक चाही।

उत्तरसँ देवताक

आवाहन होय छै।

गियान तँ छौ नै।

आबि गेलौ सुंघहा

धान।

सुंधाय मड़रकेँ सभ

सुंघहाधान कहै छै।

सुंघहाधान छूबिते

हाथमे गड़ि जाए छै।

टोकैते देरी सुंघाय

मड़रकेँ बकटेटी

शुरू।

फेर कियो सुंघहाघान

बाजि नै सकैत अछि।

देख लिऔ लाठीक
हुड़ाठ। मुँह भाँगि देबै,
कियो बजत तँ।
मुँहकेँ चुप्प राख।

तेरहे बरखक
उचितवक्ता छै तइसँ
की। ओकरासँ गप्पमे





के जीतत। उचित बात फट्ट द' बजल- “गोहारि, गोसांय सब बन्न। सुंघाय बाबा कहि देलक। कियो मुँहसँ बाजि नै सकैत छी। भगतो वाक

केनाक देत। चलै चलू आब किछ ॅ हएत। के बतीसी लाठीसँ झड़ाएत।”

भगतकेँ नवसिखुआ चेला फनका रपटैत बजल- “देहपर नै

लत्ता-चौधरी बोलत्ता।
ऐ गामक मालिक
सुंघाय छियो की जे
ओकर औडर चलतौ।
अखने सुंघबाकेँ कंठ
पकड़ि बाहर दिस
ठोंठिया देबो। बुझिले





तोरो कोनो बाप नै बचेतौ।”

उचितवक्ताकेँ कपारपर तामस नाचि उठल। सुंघाय मड़र पाछूसँ डाँड़मे लाठी लगौने ठाढ़ छै। बूढ़ देहक

भार लाठीपर देने
आँखि मूनि देवता-
पित्तरकेँ सुमरि रहल
अछि।
गहवरक सीमामे
बकटेटी नै करबाक

चाही। हम पपियाहा। हमरा छेमा क' दिअ। “एहेन गप्प कहत।” उचितवक्ता फोंफिया कऽ उठल आ सुंघाय मड़रकेँ पाछूसँ लाठी खैंच लेलक। लाठी

चमकाबैत फनकापर

हुड़कल।

सुंघाय मड़र धाँय द'

डाँड़ भरे खसल।

कुहरैत बाजल- "हौ

बाप, मारि देलक। ऐ

लुकड़बाकेँ जन्मे भेल

छै मरचायसँ। तब ने एकर बात आ बानि मरचाय जकाँ लगै छै। एकर बाप सभ साल लंगी मरचायकेँ खेती करै छलै। ओहीसँ जोड़ा बरद

कीनलकै। ओइसँ की। दारू पी क' सिरजल चीज केहेन हेतै।"

उचितवक्ताकेँ हाथसँ लाठी छिना गेल छै। महुराइत बजल-

"अपना बेटा दिस नै तकै छहक। टूटलो डाँड़पर अनकर आड़ि कोदारिसँ नै छाँटबहक तँ जलखै नै भेटतह। केहेन कुकरमी छहक,

# खेलि देबै सभटा बात।"

# "नै गौ बाबू, कल जोड़ै छियौ। हमरा उठा क' पहुँचा दे।"

"अच्छा चुप रहू।

शान्त भ' जाऊ।

देखियो ओने गोहारि

शुरू भ' रहल छै।"

पहिलुका डाली

जागेसरक लगल छै।

डाली दौड़ क' अपने

आगू चलि गेलै।

सभटा देवताक किरपा छै। देव किरपा बिनु डोले नै पात।

आपसी फुसुर-फुसुर भ' रहल छै। ओकर पति जागेसर गहवर

 ISSN 2229-547X VIDEHA

घर दिस टकटकी

लगौने।

“एहेन जवानीसँ भरल

देह आ तब बाल-बच्चा

नै होइ छै।”

“जागेसरक बाछी एहेने बनल छै। ऐबेर गाभ टेकतै की नै?”

“खेलावन भगत ऐ काजमे माहिर छै। आब देखियो तँ....।”

स्त्रीगण दिससँ कने मन्द स्वर निकलै छै।

"भैयाखौकीकेँ लाज-धाक होइ छै की नै। अपने दहकेँ अपने जे करै छै। छिनरिया....।"

"अइठाम अबिते सभ देवी-देवा चढ़ि जाइ छै। आ नैहरा जाइते सभटा छूटि जाइ छै।"

"सुनै छिऐ जे नैहरासँ एकटा छौड़ा आठे




ISSN 2229-547X VIDEHA

दिनपर भेँट करए अबै छै। पछोड़ धेने रहै छै।"

"ई सभ तँ होइते रहै छै। तोरो मन होइ छौ की।"

एक दोसरकेँ मुक्का मारैत औरतिया सभ एकसंग हँसैत अछि।

"चुप। सभ मुँह बन्न क' ले। भगतकेँ भाव आबि गेलै।"

"कारणीकेँ एमहर लाबह।"

भगतियाक भगैत जोर-शोरसँ शुरू भ' गेल छै।

"जय हौ देव। कनी नीकसँ देखियो। माथ आ पेट दुनूमे दरद छै।"

खेलावन भगत देह-हाथकेँ ऐँचैत

धर्मडीहीवालीक आगूमे बैसैत अछि।

मंतर पढ़ि माथ हाथ द' रहल छै। माथपर सँ हाथ ओकरा छातीपर गिरबैत अछि। फेर पेटकेँ

हँसोति दै छै। पेटपर सँ हाथ ससरि पुन: माथपर। धर्मडीहीवाली चौंक उठै छै। ओकर देह सिहरि उठै छै। भगत फेर माथपर

हाथ रखैत काजकेँ दोहरौलक।

“चटाक।” धर्मडीहीवालीक चमेटा भगतकेँ मुँहपर लगल। संगहि कंठ पकड़ि धकेल देलक।

आशा नै छलै से

भेल। भगत ओँधरा

गेल। तामसे थर-थर

काँपैत। लोगमे

हड़कम्प भ' गेल।

किछु ठाढ़ आ किछु

बैसल अछि।





स्त्रीगणक आँखि

आश्चर्यमे डूबल।

“गे माइ गे माइ।

आब की हेतै।”

“आगि बरिस जेतै।

ठनका गिरतै।”

उचितवक्ताकेँ नै रहल
गेल तँ बजल-
“भगतकेँ असल भूतसँ
पाला पड़ि गेल छै।
सभ गुण-मंतर अखन
भीतर भ’ गेल छै।
टाँग केना असमान

दिस ठाढ़ केने छै।
लगै छै जेना टिटही
होइ।"

फड़फड़ा क' उठैत
अछि- भगत। बेंत ल'
क' धर्मडीवालीकेँ

# पीठपर तड़-तड़ा दैत अछि।

# “आइ हमसभ भूतकेँ भगा देबै।”

# धर्मडीहीवाली भागैत अछि।

“रे खुनियाँ सभ। रे कोढ़ी फूटतौ रे बेईमनमा। गे माइ गेऽऽऽ।”

जगेसरा आगूसँ घेर लै अछि। एक्के धक्कामे

जगेसराकेँ गिरबैत धर्मडीहीवाली पड़ाइत अछि। भगत देहसँ गरदा झाड़ि रहल अछि। जगेसरा हाथ जोड़ि थर-थर काँपि रहल छै।

“आब की हेतै यौ भगतजी। कोनो उपाए लगाऊ। जे कही अहाँ।”

“हेतैक सभ उपाए लगतैक। भगतसँ भूत नै जीत सकै छै।

कोखिया गोहारि हेतै। तू परसू आबि क' भेँट कर। हमरे नाम छिऐ रामखेलावन भगत।

पछुआरक अन्हारमे किछु करूण क्रदन सन भेल। भगत

छड़पि क’ गहवरमे

ढुकि गेल। हवाक

झोंक आएल। किछु

दीप मुझा गेल।

लोक सभ पीठपर

डरकेँ लादने एका-एकी

ससरि रहल अछि।

# ......। क्रमश:

ऐ रचनापर अपन मतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

*डॉ. रमण झा*

## *फोंका-एक विहगावलोकन*

*काव्य वैह थिक जे रसिकक हृदयकेँ रसाप्लावित करय, गृहिणी वैह थिक जे अपन पतिकेँ अपन प्रेमपासमे जकरने रहय, भक्त वैह थिक जे भगवानकेँ अपन*

वषमे कयने रहय आ षत्रु वैह थिक जे मरितो दमधरि षत्रुता नहि छोड़ए। अरसिक वा गँवारके ँ कविता सुनाके ँ की लाभ ? ते ँ ने संस्कृत साहित्यक प्रसिद्ध विद्वान एवं महाकवि वाणभट्ट कहने छथि-अरसिकस्तेषु काव्य निवेदनं षिरसि मा लिख! मा लिख! मा लिख!!

वस्तुतः बानर नारिकेरक स्वाद की बूझत ? गँवार रत्नक महत्वके ँ की परखत ? तहिना अरसिक किंवा गँवारके ँ जँ कोनो कविता सुनयबैक तँ ओ अरण्यरोदने कहाओत, मुर्दाक शरीरपर उबटने लगायब होयत, स्थलपर कमल रोपबे सदृष कहाओत, ऊसर जमीनपर बेस काल धरि वर्षा करबे

तुल्य होयत, कुकुरक नाङÛरिके ँ सोझे करब सदृष बुझाओत, बहिरक कानमे जपे करब तुल्य प्रतीत होयत अथवा आन्हरक आगाँमे दर्पणे रखबा सन भान होयत-

अरण्य रुदितं कृतं षवषरीरमुद्वर्तितम्।
स्थलेमारोपितं सुचिरमूसरे वर्षितम्।।
स्वपुच्छमवनावितं वधिरकर्ण जापः कृतो।
धृतोन्धमुखदर्पणः यद्बुधो जनः सेवितः।।
(निदर्षनालंकार)

जेना धनंजय नामक पाथरपर घसिकय सोनाक परीक्षा होइत अछि, रणक्षेत्रमे धनुर्धरक परीक्षा होइत अछि, विपत्तिक समयमे गृहिणीक परीक्षा होइत अछि आ श्रीमद्भागवतक अर्थ लगयबामे पण्डितक

*परीक्षा होइत अछि-*

*धनंजये हाटक सम्परीक्षा रणांगनां षस्त्रभृतां परीक्षा।*

*विपत्तिकाले गृहिणी परीक्षा विद्यावतां भागवते परीक्षा।।*

*तहिना काव्यक परीक्षा काव्यषास्त्र रूपी कसौटीपर कयल जाइत अछि। प्रायः तथाकथित नव कविता लिखनिहार कवि लोकनि हमर एहि मतसँ सहमत नहियो होयताह मुदा वनस्पति कतबो शुद्ध रहय ओ शुद्ध घीक समता नहि कए सकैत अछि। वस्तुतः श्री कमलाकान्त झाजीक फोंका कविता संग्रह पढ़ि हमरा काव्यषास्त्रक अन्तर्गत पढ़ल शब्दषक्तिक भेद- लक्षणा-*

व्यंजनाक स्मरण कराए दैत अछि। एहि फोंकामे कुल 89 गोट कविता संगृहीत अछि जाहिमे अधिकांष कवितामे समाजक कोनो ने कोनो विरूपतापर प्रहार कयल गेल अछि, परषासनक कोनो ने कोनो अंगपर निषान साधल गेल अछि आ नेता लोकनिक भ्रष्ट चरित्रकेँ जगजियार कयल गेल अछि-एक शब्दमे जँ कही तऽ चारूकात पसरल भ्रष्टाचारपर व्यंग्यवाणक बौछार कयल गेल अछि। जँ एहि प्रकारक अवघात अभिधामे कयल जाय तँ मारि-पीट, पर-पंचैती, केस-मोकदमा सभ किछु भए जायत मुदा लक्षणा आ व्यंजनाक वाणसँ विद्ध लक्ष्य जालमे फँसल माछ सन

*छटपटाय लगैत अछि, आहुति युत होमक अग्नि जकाँ धधकि उठैत अछि आ चोटाओल नाग जकाँ फुफकार काटय लगैत अछि मुदा पलटवार नहि कए सकैत अछि। लक्षणा आ व्यंजनाक वाण लोकके ँ कतोक दिन धरि भीतरे भीतर दग्ध करैत रहैत अछि जेना सम्पूर्ण गात्रपर क ड़कल तेल वा घीक पड़ने भेल फोंका लोककें कतोक दिन धरि कुहरबैत रहैत छैक।*

*कविश्रेष्ठ श्री कमलाकान्त झाजीक कवितामे कोन प्रकारक व्यंग्य निहित अछि से हुनक पंक्तिक अवलोकन विनु कयने अनुभव करब असंभव अछि। हिनक परिचय-नवरत्न शीर्षकमे समाजक प्रसिद्ध नओ पेषाक*

लोकपर जे व्यंग्य कयल गेल अछि ताहिमेसँ किछु द्रष्टव्य थिक-

डाक्टर-

पैघ डाक्टर वैह थिक चिन्हय सभटा रोग।

अदलि - बदलि औषधि दिअए बाँचि सकए नहि लोग।।

कवि-

असली कवि थिक वैह जे कविता करए अनर्थ।

लाम-काफ बेसी होअए श्रोता बुझए ने अर्थ।।

अफसर-

अफसर बड़का वैह थिक, जनिक पैध हो पेट।

लेट-सेट कखनो पहुँचि, काटथि अनकर घेँट।।

गायक-

असली गायक वैह थिक, जकर पैध हो तान।

श्रोता सभ उठि हो विदा, बन्द होअए नहि गान।। फोंका-पृ. 40,41

कवि अपन काव्यमे सभसँ पैध निषान सधने छथि भ्रष्ट नेता लोकनिपर। किछु पंक्तिक उल्लेख करब आवष्यक बुझि पड़ैत अछि-

राजनीति हुनका लेल वरदान अछि

फ्हिने झोपड़ीमे रहैत छलाह

आइ आलीषान मकान अछि।

पुनष्च-

ओ हस्ताक्षरक बदला
अँउठा लगबैत छथि
राजनेता छथि ते ँ
विद्वान कहबैत छथि। फोंका -पृ. 51
राजनेतापर व्यंग्य करैत श्री झा मंत्रीजीकेँ
कुकुर धरि कहि देबामे नहि हिचकैत
छथि। हिनकहि शब्दमे द्रष्टव्य थिक-
दिल्लीक अषोक पथपर मंत्रीक डेरासँ
एक कुकुर
नालीमे स्वयं जा खसि पड़ल
हल्ला भेल
लोक दौड़ल
कुकुरके ँ निकालल गेल
साबुन, तेल आ सेंट लगाओल गेल।

कुकुरके ँ बैसा पुछल गेल
मंत्रीक आवासक सुख त्यागि
नालीमे बेर-बेर किएक?
कुकुर सहज भावसँ बाजल-
एक बंगलामे एकेटा कुकुर नीक। फोंका
पृ.-93

कवि भविष्यद्रष्टा होइत छथि, समाज सुधारक होइत छथि आ सबसँ बेसी निर्भीक होइत छथि। हिनक निर्भीकताक पराकाष्ठा निम्नांकित पंक्तिमे व्यंजित अछि-

मैडमजी पुछलनि
सरदारजी
अहाँ यू. पी. ए.क अर्थ जनैत छी-
ओहिमे हमर

की हैसियत मानैत छी ?
सरदारजी बजलाह
मैडम
यू. पी. ए.क मतलब साफ छै
एहिमे पी. ए. हम छी
बाँकी सभ यू(अहाँ छी) फोंका-पृ.-6
हिनक एहि कविता संग्रहमे एहि प्रकारक
व्यंग्य समाजक प्रत्येक वर्गपर अछि जतय
कतहु हिनका व्यभिचार, अनाचार आ
भ्रष्टाचारक अनुभूति होइत छनि।
हिनक कविता संग्रहमे वक्रोक्ति(अलंकार)क
माध्यमे सामान्यो गप्पके ँ तेनाने उपस्थापित
कयल गेल अछि जे सुनितहि एक क्षणक
हेतु अचंभित भए जाएब, हृदयमे गुदगुदी

उठत आ मुहपर स्मितहास अवष्ये टपकि
पड़त। अवलोकनीय थिक-
एकटा मित्र पत्नीसँ पुछलथिन
सुनैछी ?
तुलसीदास कहने छथिन
'ढ़ोल गँवार शूद्र पषु नारी
ई सभ तारण के अधिकारी'
अर्थ बुझै छियै कि बुझाउ
पत्नी बजलथिन
एकर अर्थ तँ एकदम स्पष्ट छै
एहिमे हम छी एक ठाम
आ अहाँ छी चारि ठाम। फोंका-पृ.-44
श्री कमलाकान्त झाजीक कविता संग्रहमे जँ
कतहु शृंगारिको वर्णन भेल अछि तऽ ओतहु

व्यंग्येक माध्यमसँ। कने एहि अंषपर दृष्टिपात कयल जाय-

क्रुद्ध वॉसक विनती करैत
बजली घिघिया क'
पूर्वाह्नमे लेट ऐल रही
कम्पन्सेट क' देब
खराब नै मानी तँ
साँझमे लेट क' जैब। फोंका-पृ.-110

हिनक कविता सभमे ठाम-ठाम अलंकारक प्रयोग सेहो भेटैत अछि। एतय उत्प्रेक्षाक मालाक अवलोकन कयल जाय-

तऽन मल-मल जकाँ, मोन मखमल जकाँ
मूँह चाने जकाँ, दाँत मोती जकाँ । फोंका-पृ.-26

विनोक्ति अलंकार द्रष्टव्य थिक-

बिनु चीनी केर चाह नहि, बिनु जलखइ केर प्लेट।

बिनु सरिसो केर माँछ नहि, बिना धोधि केर सेठ।। फोंका-पृ.-41

पुनरुक्तिप्रकाष-

एक आँखि स्वप्न-मिलन मेला लगौने

एक आँखि विरही चकोर

एक आँखि अपना लए जागल रहैए

एक आँखि हुनका घर चोर। फोंका -पृ.-38

हिनक एहि संग्रहमे एक दिस जँ किछु मात्रिक छंदमे लिखल गेल कविता सभ अछि तऽ दोसर दिस आधुनिक कविक

डेगमे डेग मिलबैत पूर्णतः अतुकान्त कविता सेहो अछि। किछु छन्दोबद्ध कविताक उल्लेख एतय कयल जा रहल अछि-

कुण्डलिया-एहि छन्दमे दोहा एवं रोलाक मिश्रण एकटा शर्तक संग रहैत छैक जे दोहाक अंतिम पाद रोलाक आरम्भक पाद बनि जाइत अछि। एतबे नहि दोहा छन्दक आदि भागमे जे पद रहत से रोलाक अंतमे निष्चय देल जायत। एकर पूर्णतः निर्वाह कवि कयने छथि। कने देखल तऽ जाउ-

खादीमे गुण बहुत छै, सभ दिन झाँपय अंग।

छै उज्जर तँ की भेलै, एहिमे सातो रंग।।

एहिमे सातो रंग दाममे सस्ते सस्ता

सभठाँ छै उपलब्ध भेटै भरि बस्ता-बस्ता।
कविगण बाजि उठथि सुनू औ भौतिकवादी
बर्बादीसँ बचू मङा कऽ पहिरू खादी।।
पुचष्च-
खादी केर अछि बढ़ि रहल दिन- दिन दूना
रेट।
एकरा अंदरमे दबल भारी भरकम पेट।।
भारी भरकम पेट देषके काला धंधा
भ्रष्टाचारी चोर बजारिक बनल सुगन्धा।
नैयायिक केर न्याय देहपर चढ़िते खादी
सभटा नुका लैछ ई बापू केर खादी।।
फोंका-पृ.-108
निष्कर्षतः यैह कहल जा सकैत अछि जे
फोंका कविता संग्रह एकटा सफल काव्य

*संग्रह थिक जकर पाठक किंवा श्रोताके ँ धैर्य आ साहसक संग पारायण व श्रवण करबाक प्रयोजन छनि। फोंका पढ़ि एक बेरि अवष्ये लोकक देह सिहरि उठतैक, मोन उद्वेलित होयतैक आ कुमार्गके ँ छोड़ि सन्मार्गपर चलबाक प्रेरणा भेटतैक। हम एकर कविसँ आग्रह करबनि जे एहने सरस, सुन्दर आ संग्रहणीय रचनासँ मैथिली साहित्यक उद्यानके ँ सुरभित करैत रहथि। इत्यलम्।*

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

३. पद्य

३.१.1.जीवकान्त 2.आनन्द कुमार झा 3. सदरे आलम "गौहर" 4.
जितमोहन झा (जितू)-मैथिली होली गीत

३.२.1.ज्योति सुनीत चौधरी-फगुआक खेल



2. जवाहर लाल कश्यप 1981- कौआ आउर बगरा

3  मुन्ना जी- सबला

-

-

३.३.1.  रविभूषण पाठक- 1.हमर मैथिली, 2.होली 3. ई नमवरबा; 2.  सुबोध ठाकुर- हम नै खेलब होली

३.४.1.  राजेश मोहन झा 'गुंजन'- होलीक तरंग

2.  किशन कारीगर- कक्का हमर उचक्का

३.५.1राम विलास साहु-पागलप्रेमी 2.पंकज झा- अईंखक दोख आ कि हृदयक.... / आऊ चलु

-

३.६.नवीन कुमार आशा- आव मोन करें कमाई

-

३.७.1.शिवकुमार झा टिल्लू 2.गजेन्द्र ठाकुर

३.८.१.जगदीश प्रसाद मण्डल- श्री शिवकुमार झा टिल्लू'जीकेँ समर्पित- गीत २.**उमेश मण्डल-** संकलन, मूड़न गीत

1.जीवकान्त 2.आनन्द कुमार झा 3.सदरे आलम "गौहर" 4.जितमोहन झा (जितू)-

मैथिली होली गीत -

1

*जीवकान्त'क एकटा कविता-*

एक दिन

*एक दिन छोड़ए पड़ैछ क्षुधा*

*सम्पूर्ण क्षुधा घुरा देबए पड़ैछै वनवासी बाघकेँ*

*त्यागए पड़ैछै पियास अछोर*

*जे बलुआही परतीकेँ सोंपए पड़ैछै*

*सन्तान-वृद्धिक लालसाकेँ एक दिन*

*अरपि देबए पड़ैछै संसार*

*जेना गाछक टुटलाहा पात*

*जे आगि पजारबासँ बचि गेल*

*तँ विलीन होइए माटिमे*

*गाछक ढेग गाछी छोड़ि*

*आबि कए खसैए चूल्हिमे*

*विलीन भेल जाइए बसातमे जरि-जरि*

*उड़िआइए ओकर खंड-पखंड*

*पाँच महादेशमे*

सोखि लेल जाइए ओ हरियर-हरियर पातमे

किछु नै छै ठाढ़,

ने सूर्य ने चान

ने माथ महक थकरल केश

ने मुँहमे सैंतल सोगहि-सोगहि दाँत

एक दिन अबैत छै सबहक लेल

छोड़बाक दिन

ओ क्षण भरिक दिन।

2


आनन्द कुमार झा

1

**माँ मैथिलीक चरण मे अर्पित**

ओतबे करय छी जननी, जतबे अहाँ कहइ छी

**माँ मैथिली अहाँ के, चरण मे हम परल छी**

ओतबे करय.........................................

अहिं छी माँ जगजननी, अहिं छी माँ जगदम्बा

सीता सेहो अहिं छी ,अहिं छी काली अम्बा

हमरा किछु नै बुझल, सबटा अहिं करय छी

माँ मैथिली ..........................................

हमरा लग नै किछु अछि, बस पान र मखान के

पिछरल छी सब ठाम, निश्तेज निष्प्राण भेल

आबो कृपा जे करीतौं, किये ऐना रुसल छी

माँ मैथिली ...............................................

एहन की हम करम केलों, हमरा अहाँ त्यागी देलौं

हमहूँ अहिं के पूत छी, हमरे पर किये जुलुम केलौं

कहिया तक हमरा तेजब ,किये ने बजा रहल छी

माँ मैथिली ..................................................

जानी ने कहिया स हम सब भटकी रहल छी

मिथिला के बात होय कोना, दुनियां के खटकी रहल छी

सुनियौ बिनती आनंदो के किये सता रहल छी

माँ मैथिली .....................................................

आनंद झा

२.

जं बाजी त गलत बजय छी

जं नै बाजी त गर्बर छइ

वाह रे दुनियां गजब के दुनियां

जत देखू बस हर्बर छइ

जं बाजी .............................

आगू कोना अहाँ बढ़ी जायब

धक्कम धुक्का कोना नै खायब

बाहर भीतर एम्हर ओम्हर

जत देखू सब ओझरल छइ

वाह रे ................................

ककरा पर बिश्वाश करब

ककरा कहबइ  अप्पन छइ

सब स्स्वारथक  मया मे जकरल

बिन मुद्दा के चर्फर छइ ...

वाह रे दुनियां ..........................

सबहक सुनियो सबहक करियो

जेम्हर कहै ये तेम्हरे चलियोय

आनंदक अभिलाषित मोन मे

सदिखन अतबे हलचल छइ

वाह रे दुनियां गजब के दुनियां

जत देखू बस हर बर छइ

जय मिथिला जय मैथिली

३.

करियोय कने भलाइ  मिथिला के नाम पर

कहिया तक भट्कब आब चलियोय  ने गाम पर

जेना ले ये मैथिल बिना उजरल छइ  गाम घर

करियोय कने ............................

मैथिल जत गेला ओतय भेले बहूत विकाश

ओकरे कान्हा पर लात राखी लोक सब

छुबय लागल आकाश

बलुक इ महल बनाबय मे कोना बिसरल छी

गाम घर

करियोय कने .................................

जं यूथ ऑफ़ मिथिला बढ़तइ  एहिना चा...रू दिश

नवयुबक के इ संगठन बनायत अपने अपन भविष्य

जय मिथिला के उद्घोष के लाबू सब गोटा अपना जुबान पर

करियौ ......................................

3

सदरे आलम "गौहर"

*गजल*

*जैह देखू सैह बाजू हम त यैह पढने छी। ।*
*राति के दिन कहैले हमरा केना कहै छी॥*

चम्चागिरी चाटुकारिता नहिँ केलहुँ हम।
ताहि द्वारे फूसक घर मे हम रहि छीः।।

मिथिला देशक वासी छी हम मैथिली
बाजब।
अपन इ पहचान नहि कहियो बिशरै छीः।।

सभ दिन एके रंग नहि होयत छै कान धरु
ई।
कहियो नाह पर,कहियो गाडी पर नाह देखै
छीः।।

सतयुग कलयुग मे नहि हम मोन के ओझराबी।
दुनिया त ठीके छै जौं हम ठीक रहै छीः॥

हँसऽ मे सभ हँसत कानऽ मे नहि कानत।
कानि के देखु तखन कहब जे ठीक कहै छीः॥

गजल

जहिया जहिया कौआ बाजे टाट पर।
देखै छी हम के अबैए बाट पर॥

झिल्ली मुरही कचरी एखनो भेटैए।
आबि क' देखु अप्पन गामक हाट पर॥

सऊँसे घर मे पाबनि मनबैए सभ क्यो।
बुढा बैसल खोखिँ रहल छथि खाट पर॥

नित्र कहाँ होई छै आब ओहि माएबाप कैँ।
बेटी बैसल रहै छै जकरा माथ पर॥

साफ सुत्थर सरकार कतय आई काल्हि भेटत
भोट जतय आब खसबैए लोक जात पर॥

ताकै छी ओ पोखरि झाखडि कत' गेलै।
डुब्बी मारि क' जाई छलौ जाहि जाठ पर॥

ठीक कहए छी मुदा खुट्टा गाड़ब एहि ठाम।
लातक भूत कतय मानैए बात पर॥

जनता छी तेँनै सभ पार्टि ठकैए।
दुध मलाई खाईए नेता खाट पर॥

4.

जितमोहन झा (जितू)

मैथिली होली गीत -

नव नवेली नवयौवना सँ

विवाह रचेलाक बाद पतिदेव रोजगारक तलाश मे परदेश चैल जैत छथिन! ओ अपन अर्धांग्नी सँ वादा के कऽ गेल छथिन, की किछ दिन मे कमा - धमा कऽ ओ वापस गाम ओउता! तकर बाद बड़ड धूम - धाम सँ हुनकर दुरागमन करोउता! मुदा एहेंन नै भेल! प्रियतमक बाट जोहैत - जोहैत ओय नवयुवतीक व्यथा कऽ हम फगुआ गीतक माध्यम सँ अपने लोकैंन के बिच व्यक्त करे चाहे छी....

*लागल अछि फागुन मास यो पिया,*

*हमर कहियो नै भेलई सुदिनवां,*

*अगहन निहारलो, हम पूष निहारलो,*

*माघ महिनवां मे जिया अकुलाबय,*

*चरहल फागुनवां रिझाबई यो पिया !*

*हमर कहियो नै भेलई सुदिनवां !!*

*लागल अछि फागुन.........*

*राह देखि - देखि हमर दिनवां बीतल,*

*जुल्मी सजनवां परदेशिया मे खटल,*

*'पंडित' कऽ हमर सुधिया नै आबई,*

*चढ़ल अछि हमरो जवनिया यो पिया !*

*हमर कहियो नै भेलई सुदिनवां !!*

*लागल अछि फागुन.........*

*आमक गाछ पर बाजै कोयलिया,*

*सुनी - सुनी करेजा मS लागैत अछि गोलिया,*

*चिट्ठी नै सन्देशवां पठेलो यो पिया !*

*हमर कहियो नै भेलई सुदिनवां !!*

*लागल अछि फागुन.........*

*जल्दी सँ अहाँ टिकटवां कटायब,*

*एहिबेर बलम हमर गवना करायब,*

*अहाँ सँ मिल कS जियरा जुरायत,*

*कचका कोरही सँ फूल फुलायत,*

*छुटत संगतुरियाकें ताना यो पिया !*

*हमर कहियो नै भेलई सुदिनवां !!*

*लागल अछि फागुन मास यो पिया.....*

*दोसर फगुआ गीत....*

*फगुआ मे जियरा जुरायब यो पिया,*

*हमर पाउते चिट्ठी चल आयब,*

*गामक मोहल्ला के राह सजैत अछि,*

*गल्ली गल्ली मे जोगीरा चलैत अछि,*

*ढोलक के थाप पर बुढबो नाचैत छैथ,*

*बुढबो गाबैत छैथ जोगीरा यो पिया !*

*हमर पाउते चिट्ठी चल आयब !!*

*फगुआ मे जियरा............*

*तोरी उखैर गेल, गहुमो गहुमो पाइक गेल,*

*आमक गाछ मे मोजर लैद गेल,*

सखी सहेली करैत छली मस्करियां,

दूध भंगा घोटायत अपने दुवरियां,

ननदों के बहकल बोलीयां यो पिया !

हमर पाउते चिट्ठी चल आयब !!

फगुआ मे जियरा............

देवर जीक मन सन - सन सनकाई,

राह चलैत हुनक खूब मोंन बहकाई,

देखि के जियरा डराबे यो पिया !

हमर पाउते चिट्ठी चल आयब !!

*फगुआ मे जियरा.............*

*गामक छौरा सभ बाजैत अछि कुबोली,*

*कहलक भोउजी खेलब अहिँ संग होली,*

*रंग गुलाल सँ रंगब अहाँक चोली,*

*भोउजी भोउजी कैह घेरयाबे यो पिया !*

*हमर पाउते चिट्ठी चल आयब !!*

*फगुआ मे जियरा.............*

*आस परोसक लोग ताना मारैत छैथ,*

बूढियो मई सेहो मुह बिच्काबैत छैथ,

छौरा जुआन सभ मिल खिस्याबैत छैथ,

चलैत अछि करेजा पर बाण यो पिया !

हमर पाउते चिट्ठी चल आयब !!

फगुआ मे जियरा............

अहाँक बिना सेजयो नै सोभई,

रहि रहि जियरा हमर रोबई,

अहाँक कम्मे पर करब कुन गुमानवां,

सबके बलम छैथ आँखक समनवां,

कोरा मे कहिया खेलत लालनमां यो पिया !

हमर पाउते चिट्ठी चल आयब !!

फगुआ मे जियरा.............

सैयां "जितू" कोना गेलो भुलाई,

सावन बीतल आब फगुओ बीत जाई,

अहींक संगे रंगायब हम अपन सारी,

कतो रहब जून पियब भाँग तारी,

फगुआ मे जिया नै जराबू यो पिया !

हमर पाउते चिट्ठी चल आयब !!

# *फगुआ मे जियरा............*

**ऐ रचनापर अपन मतव्य** ggajendra@videha.com **पर पठाउ।**

1.ज्योति सुनीत चौधरी-**फगुआक खेल** 2.  जवाहर लाल कश्यप 1981- **कौआ आउर बगरा** 3  मुन्ना जी- **सबला**

1

ज्योति सुनीत चौधरी

**फगुआके खेल**

होलिका दहन के आगि देखैकै
ईच्छा छल जाकऽ बड़का दलानमे

बीचे ठाम रोकि लेलक सब
रस्ता छल बड़ सुनसाने
फेर स्त्री नहिं जायत छल
कहियो ओहि घमासान मे
बड़ी विचित्र नियम छल ई
प्रादूषण बढ़ाबैत समाज आ पर्यावरणमे
कियैक नहिं होलिका दाहक अग्नि
प्राज्जवलित करी अपने आत्मामे
ओहि सब दुर्गुणक नाश करी
सबके अछि जे दूषित केने
ओहि ईर्ष्याके जराबी जे शत्रुता बढ़ौने अछि
जे बना दैत अछि स्वार्थी जीती ओहि आसक्तिके
प्राबलताक ईच्छा मारी जे कुटिलता जन्मेने अछि
जे विवेक विहीन करै दमन करी ओहि दम्भके
ओहि घृणाके घृणित करी जे मनुष्यता दुर्बल केलक
प्रोमक ऊष्मा सऽ खेली आबसऽ फगुआके खेल के ।।

2



जवाहर लाल कश्यप 1981-

पिता श्री- हेमनारायण मिश्र , गाम फुलकाही- दरभंगा।

**कौआ आउर बगरा**

एकटा कौआ होइत अछि
चुस्त - चालाक, चपल आ चतुर,
चौकन्ना भऽ चारूकात ताकत,

आ
खतरा के भापैत फुर्र ... सऽ उड़ि जायत।





एकटा बगरा होइत अछि
निडर-निर्भीक, निरीह आ निस्चछल,
लग मे आयत, चुगि - चुगि दाना खायत

आ ...
भगेला के बादो फुदकि - फुदकि फेर आयत।

एकटा वात नोटिश केलहुं,

दिनानुदिन

बगरा छटल जा रहल अछि

आ ...
कौआ बढल जा रहल अछि।

3  मुन्ना जी

**सबला**

*नारी!*

सभ दिन, पुरूषक गातमे जीवाक सुअवसर पबै-ए।

आइ पिताक तऽ काल्हि पातिक।

बुढ़ारी बितैत छैक संततिक छत्र छायामे।

आ ओ निश्चिंत भऽ उघै-ए अपन सतीत्व।

*नेना-*

ओ नेनपन के बितबैया दुलार मलारमे

रहैए खेलाइत पर पुरूषक कोरामे,

उएह ओकर खेलौना सेहो होइत छैक

पिता, कक्का, आओर भइया आदिक संगोरमे

*जुआनी-*

ओकरा संगी सबहक बीच बितबैए।

आब ओ डेरए लगै-एपुरूषक स्पर्षसँ।

परंज्च अहू ठाम ओकर रक्षक पुरूषे होइत छैक पतिक रूपमे।

*मातृत्व-*

मातृत्वक रक्षा करै-ए,

संतानके सर्वस्वक अधार मानि।

जीबै-ए भैसूर आ ससूरक बीच।

सभ मिलि सतर्क रहैत छैक,

ओकर मातृत्वक रक्षार्थ।

*बुढ़ारी-*

जँ भऽ जाइत अछि विधवा,

शोक संतप्त भऽ जीबाक लेल होइ-ए बाध्य,

परञ्च सत्य! कही तऽ-

ओ तऽ एखनो सुरक्षित अछि।

किएक तऽ डेन धऽ

सत्य के भोगबाक सामर्थ्य देबाक लेल तैयार अछि पुत्र।

वास्तवमे अब्बल तऽ ओ भेल-ए पितृहीन भऽ के।

ऐ रचनापर अपन मतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

1. रविभूषण पाठक- 1.हमर मैथिली, 2.होली 3. ई नमवरबा; 2.सुबोध ठाकुर- हम नै खेलब होली

# 1

रविभूषण पाठक

**1.हमर मैथिली**

ने बातमे,ने जजात मे

पोखरि सँ धार

फेर धार सँ नदी जँका हमर मैथिली

रूकल,ठमकल,सुखाएल,कदुआएल मैथिली नइ

हमर मैथिली बहि रहल अछि

'बालचंद बिज्जावइ ' क गाँव सँ

'मैला आँचल' तक

आ दिनकर क सिमरिया सँ

जनकपुर धाम तक

ओहिना निधोख

ओहिना पवित्र

मात्र नदी क नाम बदलैत छैक
बागमती कखनो कोशी
कखनो गंगा कखनो अधवारा भ'
ओहिना बहि रहल अछि
उपर सँ नीचा
अहिगर सँ पातर दिश
हमर मैथिली मे किताबक फूल कम
आ यज्ञाश्व क हिनहिनाहट त एकदम नदारदे बूझू
संध्या -धूपदीप क गंध नहि
मजूरक पसीना भेटत
आ ओहि पसीना मे
पंजाबी,बंगाली,संथाली
कखनहु पड़ोसी भोजपुरी ,मगही,नेपालीक शब्द
ओहिना मिलत
जहिना गहुम क कूड़ी मे
कखनो कखनो तोरी आ तीसी
हयओ सरकार !
हमरा मैथिली मे की संस्कार खोजब?
हम छी दछिनबरिया मोटपसम राड़
हमर कटाह बोली क लेल पुरान
उपमा भ गेलए कंसार क लावा
अहाँ खोजू हमर दुष्ट ,धृष्ट,निकृष्ट मैथिलीरूप क लेल

संज्ञा ,विशेषण आ विस्मयाधिबोधक शब्द आ चिह्न !!
आ हम लिखइ छी
फेर एकटा कविता
ओएह कटहा मैथिली मे
आ अहाँ बनबू
कोमल कान्त पदावली क दुर्ग
हम निछन्द,भदेस,भठियार मैथिली क संग
बढि रहल आगू
हमर संग अछि
कोटि कोटि जनक दुखदर्द उत्साह आ आशा
आहूँ बढ़ू जाति आ दिशा क संग संग
हमरा संग भुवन भास्कर छथि
आ उदयनाचार्य
ओएह जे नास्तिके नइ
भगवानो सँ लड़लथि
एक ढ्ढुहि
हे !!कुलगोत्रक सोइत तमाशा
हमरा संग मे अछिए की?
डीह क उस्सर खपटैल खेत
आ बागमती करेहक रक्तिम नेत्र
आँखि खुजिते डूबि जाइछ
खेत-पथार,मंदिर,पोखरि सहित

जिला जवार आ परोपट्टा
साँप कीड़ा क दया
मोटका खोरा चाउर
आ बी बी सी रेडियो पर जीवैत
अपन गामघर आ देवता के
हम उघार नइ करब ।
जहिना बात मे
तहिना जजात मे
कोनो लैस नइ
ताहि दुआरे
लीची सठि जाइछ
पाँच कोस पहिने
आ मखान क गंध
तीन कोस बादे मिलत
अछि केवल
मकइ क ठोस शिष्टाचार
आ तमाकू क पूरजोर
लट्टमपट
कट्टा दसमोन अल्हुआक
मीठ आ गुबगुब भाग्य
कत'पाएब कविवर?
द्विविधा नइ चौपाड़ि पर छी फँसल

सुमन,आरसी कोस भरि पर
आ यात्री दस कोस उत्तर
विद्यापति सेहो पन्द्रह कोस पर
दिनकर बीस कोस दक्षिण
आ पचास कोस पुरब छथि रेणु
कखनो कखनो बागमती क धार संग
तिरमुहानी मे गंगा सेहो देखैत छी
ते निराला प्रसाद सेहो
अबूझ नइ
ओना गंगा दस कोस पहिले
विसूखि
भरमाबइ छथि हिंदी आ मैथिली के बीच
छोड़ू ई बात
यदि कविता मे हो
प्रश्न पूछबाक गुंजाइश
तखन कहू
जे दिनकर आ रेणु के
मैथिली मे नइ लिखबा क दोषी के?
ओ स्वयं वा अहाँ
हे मैथिलीपारिजात के
सुमन,किण,अमर ।
आ तमाम कविगण

जनिका कविता मे
बान्हल रूप आ छन्द मे
थक्का लिखबा क बीमारी छन्हि
नबका बात,हवापानि के
जे एंटीबायटिक खा के रोकैत छथि
आ राजकमल ,यात्री के
पानि पीबि के गरियाबइ छथि ।
अपन असभ्यता के साथ
हम पुनःपुनःउपस्थित छी
उदयनाचार्य क गौंवा
आ राजकमल चौधरी क दियाद ।
गाँव क एक पलटन लोक तैयार छथि
दिल्ली,पंजाब,कलकत्ता क लेल
रेलक अनारक्षित डिब्बा क
भीड़,गंध,पसीना,टीटी,कुली सँ बचैत
रेलक छत,इंजन,शौचालय,
डिब्बा क ज्वांइट पर बैसल
तमाकुए नइ बोली,टोनक मर्दन करैत
ई जनसमुद्र बढ़ि रहल अछि
लालकिला दिस ।
मैथिलीपुत्र घूमि रहल छथि भारत
आनि रहल छथि

किछु नबका शब्द,गंध,चित्र ,बात
उजरल धरती
हुलसि रहल अछि
कविता आ सपना सँ आगू
किछु ठोस आश्वासनक साथ ।

2.होली

आएल छतीसा
क्षण बीतल
खन बारहमासा
अहिना तहिना
गएल पचीसा
फूजल भक नहि
खुलल गाल नहि
नोचउँ केश
देखबउँ बतीसा
किछु कविता
अधलिखल कहानी
बिनु किछ कएने
बीतल जवानी
बीतल पैंतीस
आएल छतीसा

धवल केश
भभकए चालीसा
ग्रंथ छपल नहि
पुरः कार नहि
बिन गुट गुरू के
लगत पार नहि
हे अकादमी
यूनिवर सिटी
ज्ञानपीठ के
ध्यान धरै छी
नमहर गुरू
नमहर सम्माना
लिखब लघु गुरू
ऐ विधि नाना ।

**3.ई नामवरबा**

(हिंदी आलोचकक व्यथा)
ई नामवरबा बहुत सताबइ
कखनो टीवी कबहुँ रेडियो
ब्लॉग , न्यूज पर आबइ ।
तुरते मम्मट तुरत लोंजाइनस
मुक्तिबोध बताबइ
की कविता नाटक वृतांत पर

अजबे गजब सुनाबइ
नागार्जुन अपभ्रंश हजारी
सबहक सत्व दिखाबइ ।
लिख मारलक दू चारि किताब बस
बाजि बाजि घोलटाबइ ।
आब रमत नहि
लिखत पढ़त मे
बात से बात निकालइ ।
बाज बाज बौआ दिन तोहर
शणियो सुघड़ मंगलबो गाबइ
ई नामवरबा बहुत सताबइ ।
की खाइ छें
कोन पानि पीबए छें
घाट घाट के
बानि बजए छें
हमरो दे किछ
जंतर मंतर
बाजी कम
गुण अधिक सुनाबइ
ई नामवरबा बहुत सताबइ !
ई नामवरबा बहुत सताबइ !

2

**सुबोध ठाकुर**

**हम नै खेलब होली**

जुनि सुना घुलल घमल बोली
हे गे करिक्की कोइली
हम नै खेलब होली
प्रियतम बसै दूर देश छै
हृदएमे उठए कलेश छै
एनामे के भिजायत मोर चोली
हम नै खेलब होली

अछि वसंत उन्माद नेने
परंच हमरा मनमे विषाद देने
नै सोहायत हमरा ई बसंतक रंगोली
हम नै खेलब होली

पिया देने ई आस छल
फगुआमे पटोर आनब, कहने ई बात छल




मुदा आब लगैत केने छलाह ओ ठिठोली
नै-नै हम नै खेलब होली

नै कुनु उमंग अछि
नै कुनु तरंग अछि
केकरा लग हम अपन वेदनाक गीरह फोली
नै खेलब हम होली

बेर-बेर्अ पुरवा आबि अँचरा उड़ाबए
फगुआ बयार आबि विरहकेँ जगाबए
महकि उठए मन जेना फूल चमेली
मुदा नै हम खेलब होली

कहै सुबोध धनी जुनि हीया हारू
गाबि विरह पियाकेँ कहा पठाबू
काँचे उमेरियाक सप्पत दियाबू
देखू पिया आबि करताह बरजोड़ी
तखन अहूँ खेलब होरी

**ऐ रचनापर अपन मतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

1.राजेश मोहन झा 'गुंजन'- होलीक तरंग 2.
किशन कारीगर- **कक्का हमर उचक्का**

1

राजेश मोहन झा 'गुंजन'

होलीक तरंग-

बुढ़वोक तनपर आएल जुआनी

दाँत झड़ल छन्हि करकर मोँछ

ऐ भेटकेँ अपने की बूझब

हम देखै छी हमहीं बूझै छी

औ बाबू ई किछु आर नै थिक

होरीक बसातपर जागल पिरीत

सटकू बाबूक एलखिन सारि

होलिक रंगमे रंगल दुआरि

कुरता फाड़ि कऽ फगुआ गाबथि

छोटका बाबा ढोल बजाबथि

देख तमाशा बाबी भेलि सन्न

आब ने देब पानि ने अन्न

जुनि रूसु हमर पुरनी रानी

होली देख छँटेलौं कानी

बूढ़ भेलौं मुदा मोन तँ बच्चे

पुनि आएल जुआनी बात ई सत्ते

चारि कहार संग हरियर डोली

मोन पड़ए जुअनकी होली

आरो लोक हमरोसँ बीस छथि

सटल सारि संग जेना उड़ीस छथि

भांङ संग मरसटका खीर

पूस खाटे कटलनि- होरीक वीर

ऐ बरख पार केलनि अस्सी

होलीमे अंग्रेजी संग खस्सी

बदनाम भेली मुन्नी संग शीला

देख लअ बूढ़बाक लीला

बैस संगमे गिलासक गिलास

पोता सबहक संग बाबो पास

ई कथा थिक ऐ होरी केर

राजा भेला राजमोहन बदनाम

पियाजक नोरमे होरी भीजल

पटना जुआन आ दिल्ली पुरान।

2. किशन कारीगर

**कक्का हमर उचक्का ।**

होली पर हास्य कविता

ओंघराइत पोंघराइत हरबड़ाइत धड़फराइत धांई दिस

बान्हे पर खसलाह कक्का हमर उचक्का

होरी मे बरजोरी देखी मुस्की मारैत

काकी मारलखिन दू-चारि मुक्का।।

धिया-पूता हरियर पीयर रंग सँ भिजौलकनि

बड़की काकी हॅसी क घिची देलखिन धोतीक ढ़ेका

पिचकारी मे रंग भरने दौगलाह हमर कक्का

अछैर पिछैर के बान्हे पर खसलाह कक्का हमर उचक्का।।

होरी खेलबाक नएका ई बसंती उमंग

ततेक गोटे रंग लगौलकनि मुँह भेलैन बदरंग

काकी के देखैत मातर कक्का बजलाह

आई होरी खेलाएब हम अहींक संग।।

कक्का के देखैत मातर काकी निछोहे परेलीह आ बजलीह

होरी ने खेलाएब हम कोनो अनठीयाक संग

जल्दी बाजू के छी अहाँ नहि त मुँह छछारि देब

घोरने छी आई हम करिक्का रंग।।

भाउजी हम छी अहॉक दुलरूआ दिअर

होरी खेला भेल छी हम लाल पिअर

आई त भैयओ नहि किछू बजताह जल्दी होरी खेलाउ

एहेन मजा फेर भेटत नेक्सट ईअर।।

सुहर्दे मुँहे मानि जाउ यै भाउजी

नहि त करब हम कनि बरजोरी

होरी मे त अहॉ जबान बुझाइत छी

लगैत छी सोलह सालक छाउंड़ी।।

आस्ते बाजू अहॉक भैया सुनि लेताह

कहता किशन भए गेल केहेन उच्का

केम्हरो सॅ हरबड़ाएल धड़फराएल औताह

छिनी क फेक देताह हमर पिनी हुक्का।।

आई ने मानब हम यै भाउजी

फुॅसियाहिक नहि करू एक्को टा बहन्ना

आई दिउर के भाउजी लगैत अछि कुमारि छांउड़ी

रंग अबीर लगा भिजा देब हम अहॉक नएका चोली।।

ठीक छै रंग लगाउ होरी मे करू बरजोरी

आई बुरहबो लगैत छथि दुलरूआ दिअर

ई सुनि पुतहू के भाउजी बुझि होरी खेलाई लेल

बान्हे पर दौगल अएलाह कक्का हमर उचक्का।।

ऐ रचनापर अपन मतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

1राम विलास साहु- पागलप्रेमी 2.पंकज झा

**अईंखक दोख आ कि हृदयक.... / आऊ चलु**

1

राम विलास साहु

कविता-

# पागलप्रेमी

बसंतक मास मधुराएल अछि

भौरा मंजरपर गुंजन करैत अछि

महुआक फूलसँ रस टपकैत अछि

फागक मन्द हवा मन ललचाबैत अछि

चहु ओर चहकैत चिड़ै चुनमुन

फूलक सेजसँ धरती सजल अछि

ओसक कण मोती बनल अछि

मुदा हमरासँ हम साजन बिगरल अछि

चिड़िया चुनमुन हमरा जगाबैत अछि

चन्दाक चाँदनी बादलसँ मिलैत अछि

साजन बिनु हमर सुहाग उजड़ल अछि

जेना शराबी शराब पी क' पड़ल अछि

राति-दिन हमर मन घबराएल रहैत अछि

आशा हमर निराशामे बदलल अछि

साजन बिनु हमर मन पागल बनल अछि

पागल प्रेमी नालायक बनल अछि।

2.

पंकज झा

**अईंखक दोख आ कि हृदयक....**

अईंखक कोन दोख,

जे अहाँक सुन्दरता नई देखलक,

ओ त देखै टा मात्र छै,

बुझै नई छै,

बिम्ब आ प्रतिबिम्बक,

बिच फंसल मात्र एकटा परावर्तक छै,

दोस त ह्रदय के छै,

जे भावना शुन्य छै,

तैं अहाँक सुन्दरताक झीलों मे,

मरुभुमिक दग्धातक देखै छै,

ओना जे आन्हरो छैथ,

से कल्पनाक ब्रश स,

सुन्दरताक सृजन हृदयक भाव स करैत छैथ,

मुदा !

जे भाव विहीन छैथ,

अईंख रहितो,

बिम्ब-प्रतिबिम्ब मे ओझराइल रहैत छैथ,

अई मे हुनको कोनो दोख नई,

जे भाव विहीन छैथ,

यन्त्र बनी बरद जँका,

जीवनक दाउन मे लागल छैथ,

हुनका त आभासों नई छैन,

कि अहू स बिशेष किछ छैई,

मुद्रा-मतलबक डोरी मे बन्हैल,

सुखैल बासि खैक आदि,

स्वक्षताक रस स दूर,

जीवनक मकरजाल मे,

फंसल छैथ, हेराइल छैथ,

# आऊ चलु

आऊ चलु,

हाथ पकरु,

मोन मिलाउ,

विश्वाष बढाऊ,

सत्यक सोझ दिशा मे,

चलैत चलि ... चलैत चलि,

प्रयाश करी,

एक दोसर के गीत सुनी,

एक दोसर के मीत बनी,

अहँ जरा,

ओकर भस्म लगा,

प्रेमक रश मे स्नान करी,

रँग रुप,

कोनो ऊँच नीच ने,

सहज भाव स,

झुमि ऊठी,

आँग-समाँग,

ज्ञाण-विज्ञान,

कला-श्रीजन के ध्यान करी,

जिवनक रौद-बसात के,

मोनक सब मलाल के,

भरीभरीक पिचकारी मे,

रंग स सराबोर करी,

जीवन पथ पर सँगे-सँगे,

चलैत रही...चलैत रही |

ऐ रचनापर अपन मतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।


नवीन कुमार आशा

**आव मोन करें कमाई**

कि कहू यो टूना भाई

आव मोन करें कमाई
दोस लोकनि सेहो धेलथि बाट
एखन धरि हम पकड़ने दी खाट।
माई बाप नहि कहथि किछु
नहि ताकथि हमरा पिछु
नहि वो कहथि त हम नहि सोचि
इ तय अछि हुनक अपमान।
जखन-जखन दुविधा मय आबी
दथि वो हमर संग
बच्चा सँ पकर लथि वो हाथ
आब बने अछि हम दि साथ।

जखन-जखन तड़ते इ मोन
नहि किछु करि पाबि वो छन
हर दम घुटि-घुटि के जीबी
हर दुख के विस जकाँ पिबी
आँखिक नोर बहावि कोना
ओकर तोड़ पाबि कोना
उपर सँ रहि हम खुष
आ भीतरे भीतर काने मोन
कालि रातिक बात कहिऔं
रातिक में कानेक भेल मोन
नहि भेटल ककरों संग
फेर भेटल निर्जिव क संग
टोकरे पकरि कलों अलाव।
लेक आब कहे यो भाई
भय गेले छौड़ा बढ अलोकिक
नछि हम अलोकिक आ लगे लोकक लाज
बुझी हम ओकर इलाज।
माई बाप नहि बुझी पावथि
तखन कोढ फाटे यो।
कि करथिन ओलोकइन
छियनी तय हुनक आस।
कखनो-कखनो मोन करइ अछि

द दि हम अपन परान।
जखन आवे इ बिचार
तखन होई माई बापक बिचार
फेर हुनका सोची रूक जाय माने
जो आई हम फसरी लगेवे
कि नहि घटथि हुनक मान
फेर खाई एकटा कसम
जखन धड़ी रहत पड़ान
नहि छोड़ब हुनक ध्यान
कि

**ऐ रचनापर अपन मतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

1.  शिवकुमार झा टिल्लू 2.  गजेन्द्र ठाकुर

1.

 शिवकुमार झा टिल्लू

कविता

मुदा जीबै छी

जीवनक डोरि फुजि उड़ल व्योममे
कातर प्राण मुदा जीबै छी
सड़ल वसन पजड़ल अछि आंगुर
गलल ताग गुदरी सीबै छी....
ककरो बाड़ी बेली फुलाएल
ककरो पोखरि भैंटक लावा
हमरा घरक परथनो गिल्ल भेल
ऑचक बिना सुन्न अछि तावा
कागत-मुद्राकेँ बीड़ी बना कऽ
कोंढ़सँ लेसि-लेसि पीबै छी.....
लाल रंग शोणित सन टपकय
पीत कुटिल पिलहा बनि धधकय
कुपित होलिका छॉह देखाबथि
बड़ीपर काक-भुसुण्डी हबकय
अग्निदेवक हथ्थ डॉड़सँ
सुधाकेँ खोड़ि-खोड़ि जड़बै छी....
कटाह वसंत कहियो नै आबथि





राखथु अपने संग विधाता
कुसुमित रहै सबहक आङन घर
हॅसि-हॅसि कौड़ी खेलथि पुनीता
अपन संत्रासकेँ हियामे नुका कऽ
सबहक सुखक कामना करै छी.....।।

2

गजेन्द्र ठाकुर

गजल

की कहबै जे लुझतै ओ, कोना कहने बुझतै ओ
आँखिक नोर खसतै रूसतै आ फेर बजै ओ

दाबी देखेतै जखन से देखबै नुका अँचरासँ
बहरा इ छी हम मुदा घबरा कऽ, नै ताकै ओ

कोन बातपर तमसाइत अछि नै बुझलिऐ यौ
असोथकित आँखि लेने ओङठल पियासल ओ

सर्वज्ञानी बनल हम जाइ ऐ देशकँ छोड़ने
छोड़ल गेल नै हएत बनल पाथर-मूर्ति ओ

उड़ै अछि अनेरे ई चिड़ै नील अकाशक बिच
हमर मोनो उड़ैए देखैए नै किअए अछि ओ

चम्मन फूल भमरा गुम्म जब्बर छी सोझाँ ठाढ़
जलबाह सोझाँ  माँछ बनल हमरा देखैए ओ

बनि माँछ आकुल छी बाझब ऐ जालमे कखन
फँसि त्राण पाएब आ आँखि बओने  देखत की ओ

धानी रंगक ई आगि देखल हम पियासल छी
धाना ठाढ़ अछि शान्त निश्छल मुखाकृति लेने ओ

देशक धान अछि खखरी बनल, आगि धानी भेल
कखन जाइ ओइ देश जे पियासल, देखै नै ओ

धानी रंगक आगि आ पानि बनल ओकर संगी
धौरबी बनल हम आइ रूसत बुझत नै ओ

धुधुनमुहाँ बनल छी धोधराह गाछक सोझाँ
आगि जरबैत बनेलक फाहा बूझि देखल ओ

मिरदडियाक ध्वनि तरंग धारमे भँसियाइ
ओइ मोनिमे घुरमैत अकुलाइत देखै नै ओ

ऐ आँखिमे जे नोर एतै आ खसेतै आबि ओ सोझाँ
कहिया देखि हकासल हमरा जे दबाड़त ओ

देखितिऐ अँचरासँ आ बहरा जाइ दुअरासँ
चिड़ै उड़तै तँ उड़तै मोनसँ बेसी कोनो की ओ

सगुन बान्हसँ बान्हल ऐ मोनक उछाही बिच
सगुनियाँ छी बनल ठाढ़ कहिया देखत ई ओ

हरसट्टे स्वयंसँ अपन चेन्हासी मेटा लेलक
माटिक मूरुत हम हरपटाहि बनेलक ओ

छरछर बहल धार मोनक कतऽ अछि गेल
बहि धेलक बाट आ उधोरनि बनल अछि ओ

**ऐ रचनापर अपन मतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

१. जगदीश प्रसाद मण्डल- श्री शिवकुमार झा टिल्लू'जीकेँ समर्पित- गीत *२.* **उमेश मण्डल-** संकलन, मूड़न गीत

१.

जगदीश प्रसाद मण्डल

श्री शिवकुमार झा टिल्लू'जीकेँ समर्पित-

## *गीत*

ओढ़ि दुपट्टा नम-गम केर

बति वसंती बौड़ाइ छै

खटमीठ रस चूसि-चूसि

तिरपित भए औनाइ छै

सुरभि सुगंध पीब सिहरि

कू-कू कए कुकूआइ छै

चेत मन मधु स्वर तानि

बिलति-बिलति बिलबिलाइ छै

दसो दुआरि दृष्टि दौगाए

चनकि चैत चुनचूनाइ छै।

२

**उमेश मण्डल**

संकलन, मूड़न गीत

*गोसाउनि नोतक गीत*

बट्टा भरि चानन रगड़ल पाने पत्र लिखल हे।

ताहि पान नोतब गोसाउनि जे नित पूजि थिकि हे।

ताहि पान नोतब पितर लोक जे निज आशिष देथि हे

ताहि पान नोतब ऐहब लोक जाहि स मंगल हैत हे।





*मूड़न बेरक-*

कौने बाबा दिनमा गुनाय जग ठानल हे।

कौने बाबी पड़िछथि केश कि होड़िया के मूड़न हे।

लाल पीयर चीर पहिरब केश परीछब हे

बाँस पुरैन लेल खोंइछ कि होड़िलाक मूड़न हे

देबउ हजमा बड़ इनाम कि होड़िलाक मूड़न हे।

शुभ-शुभ काट हजमा केश कि होड़िलाक मूड़न हे।

*लावा भुजै कालक*

लाव भूजय बैसली बहिनिया

चुलहा दहिनिया हे।

हे सुन्दरि मंगल आगि पजारल हे

सात्री पत्र मे राखल

लावा पुनि भूजल हे।

दुलहिन गृह मे बैसि जे ब्याहल हे।

कहय हे सखि सभ आनन्द मनाविय

प्रभु गोहराविय हे।

जुगे-जुगे बढ़ू अहिबात

कि अइहब गाबिय हे।

*महेशवाणी*

दुर-दुर छीया ए छीया,

एहन बौराहा बर संग जयती कोना धीया

पाँच मुख बीच शोभनि तीन अंखिया



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

सह-सह नचै छनि सांप सखिया

दुर-दुर..... ।

काँख तर झोरी शोभनि, धथूर के बीया

दिगम्बर के रूप देखि साले मैना के हीया

दुर-दुर..... ।

जँ धिया के विष देथिन पिआ

कोहबर मे मरती धीया

भनहि विद्यापति सुनू धीया के माय

बैसले ठाम गौरी के गुजरिया

दुर-दुर...... ।

**ऐ रचनापर अपन मतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

गाम सरिसव-पाही, ललित कला आ गृहविज्ञानमे स्नातक। मिथिला चित्रकलामे सर्टिफिकेट कोर्स।

**कला प्रदर्शिनी**: एक्स.एल.आर.आइ., जमशेदपुरक सांस्कृतिक कार्यक्रम, ग्राम-श्री मेला जमशेदपुर, कला मन्दिर जमशेदपुर ( एक्जीवीशन आ वर्कशॉप)।

**कला सम्बन्धी कार्य**: एन.आइ.टी. जमशेदपुरमे कला प्रतियोगितामे निर्णायकक रूपमे सहभागिता, २००२-०७ धरि बसेरा, जमशेदपुरमे कला-शिक्षक (मिथिला चित्रकला), वूमेन कॉलेज पुस्तकालय आ हॉटेल बूलेवार्ड लेल वाल-पेंटिंग।

**प्रतिष्ठित स्पॉन्सर**: कॉरपोरेट कम्युनिकेशन्स, टिस्को; टी.एस.आर.डी.एस, टिस्को; ए.आइ.ए.डी.ए., स्टेट बैंक ऑफ इण्डिया, जमशेदपुर; विभिन्न व्यक्ति, हॉटेल, संगठन आ व्यक्तिगत कला संग्राहक।

**हॉबी:** मिथिला चित्रकला, ललित कला, संगीत आ भानस-भात।

२.

ज्योति सुनीत चौधरी

जन्म तिथि -३० दिसम्बर १९७८; जन्म स्थान -बेल्हवार, मधुबनी ; शिक्षा- स्वामी विवेकानन्द मिडिल स्कूल टिस्को साकची गर्ल्स हाई स्कूल, मिसेज के एम पी एम इन्टर कालेज़, इन्दिरा गान्धी ओपन यूनिवर्सिटी, आइ सी डबल्यू ए आइ (कॉस्ट एकाउण्टेन्सी); निवास स्थान- लन्दन, यू.के.; पिता- श्री शुभंकर झा, ज़मशेदपुर; माता- श्रीमती सुधा झा, शिवीपट्टी। ज्योतिकेँwww.poetry.comसँ संपादकक चॉयस अवार्ड (अंग्रेजी पद्यक हेतु) भेटल छन्हि। हुनकर अंग्रेजी पद्य किछु दिन धरि www.poetrysoup.com केर मुख्य पृष्ठ पर सेहो रहल अछि। ज्योति मिथिला चित्रकलामे सेहो पारंगत छथि आ हिनकर मिथिला चित्रकलाक प्रदर्शनी ईलिंग आर्ट ग्रुप केर अंतर्गत ईलिंग ब्रॊडवे, लंडनमे प्रदर्शित कएल गेल अछि। कविता संग्रह 'अर्चिस्' प्रकाशित।

# विदेह नूतन अंक गद्य-पद्य भारती

**१. मोहनदास (दीर्घकथा):लेखक: उदय प्रकाश**_(मूल हिन्दीसँ मैथिलीमे अनुवाद विनीत उत्पल)

मोहनदास (मैथिली-देवनागरी)

मोहनदास (मैथिली-मिथिलाक्षर)

मोहनदास (मैथिली-ब्रेल)

**२.छिन्नमस्ता- प्रभा खेतानक हिन्दी उपन्यासक सुशीला झा द्वारा मैथिली अनुवाद**

छिन्नमस्ता

**उदय प्रकाश** (१९५२- ) ''मोहनदास''- हिन्दी दीर्घ कथाक लेखक उदय प्रकाशक जन्म १ जनवरी १९५२ ई. कें भारतक मध्य प्रदेश राज्यक शहडोल संभागक अनूपपुर जिलाक गाम सीतापुरमे भेलन्हि। हुनकर हिन्दी पद्य-संग्रह सभ छन्हि: सुनो कारीगर, अबूतर कबूतर, रात में हारमोनियम, एक भाषा हुआ करती है। हिनकर हिन्दी गद्य-कथा सभ छन्हि: तिरिछ, और अन्त में प्रार्थना, पॉल गोमरा का स्कूटर, पीली छतरी वाली लड़की, दत्तात्रेय के दुख, अरेबा परेबा, मैंगोसिल, मोहनदास। मोहनदास- दीर्घकथा लेल हिनका साहित्य अकादेमी पुरस्कार २०१० (हिन्दी लेल) देल गेल अछि।

**अनुवादक:**

**विनीत उत्पल** (१९७८- )

आनंदपुरा, मधेपुरा। प्रारंभिक शिक्षासँ इंटर धरि मुंगेर जिला अंतर्गत रणगांव आ तारापुरमे। तिलकामांझी भागलपुर, विश्वविद्यालयसँ गणितमे बीएससी (आनर्स)।

गुरू जम्भेश्वर विश्वविद्यालयसँ जनसंचारमे मास्टर डिग्री। भारतीय विद्या भवन, नई दिल्लीसँ अंगरेजी पत्रकारितामे स्नातकोत्तर डिप्लोमा। जामिया मिल्लिया इस्लामिया, नई दिल्लीसँ जनसंचार आ रचनात्मक लेखनमे स्नातकोत्तर डिप्लोमा। नेल्सन मंडेला सेंटर फॉर पीस एंड कनफ्लिक्ट रिजोल्यूशन, जामिया मिलिया इस्लामियाक पहिल बैचक छात्र भS सर्टिफिकेट प्राप्त। भारतीय विद्या भवनक फ्रेंच कोर्सक छात्र। आकाशवाणी भागलपुरसँ कविता पाठ, परिचर्चा आदि प्रसारित। देशक प्रतिष्ठित पत्र-पत्रिका सभमे विभिन्न विषयपर स्वतंत्र लेखन। पत्रकारिता कैरियर- दैनिक भास्कर, इंदौर, रायपुर, दिल्ली प्रेस, दैनिक हिंदुस्तान, नई दिल्ली, फरीदाबाद, अकिंचन भारत, आगरा, देशबंधु, दिल्ली मे। एखन राष्ट्रीय सहारा, नोएडा मे वरिष्ट उपसंपादक। **"हम पुछैत छी" मैथिली कविता संग्रह प्रकाशित**।



*मोहनदास पोथीक आवरण चित्र मार्कूस फोरनेलक चित्रक उदय प्रकाश द्वारा रूपान्तरण।*

*(उदय प्रकाश जीकेँ "विदेह" विनीत उत्पलकेँ "मोहनदास"क मैथिली अनुवादक अनुमति देबाक लेल धन्यवाद दैत अछि- गजेन्द्र ठाकुर- सम्पादक।)*

**मोहनदास : *उदय प्रकाश***

*(मूल हिन्दीसँ मैथिलीमे अनुवाद विनीत उत्पल द्वारा)*

***मोहनदास: पाँचम आ अंतिम खेप***

ओरियंटल कोल माइंसक इंक्वायरी कमेटीक रिपोर्टक बाद मोहनदास टूटि गेल। घनश्याम आओर गोपालदास जनरल मैनेजर एस.के. सिंहसँ एक बेर आओर भेँट कऽ हुनकासँ दोबारा इंक्वायरी करबाक मांग केलक मुदा ओ कहि देलकन्हि जे बेर-बेर ई नै हएत। हमर सभसँ सक्षम आ ईमानदार अधिकारी एकर जाँच केलक, दोबारा इंक्वायरीक आदेश दऽ कऽ हम हुनकापर संदेह पैदा नै हेबऽ दै चाहै छी। बादमे पता चलल जे बिसनाथ आ अमिता जनरल मैनेजरकेँ सेहो लेनिन नगरक अप्पन घरपर बजा कऽ खुआयब-पिआयब शुरू कऽ देने छल आ ओकर कनियाकेँ सेहो "समाज सेवा' आ किटी पार्टीमे इनवाल्व कऽ देने छल।

कोल माइंसमे अफवाह ईहो छल जे अमिता जनरल मैनेजर एस. के. सिंहकेँ फाँसि लेने छै आ आब रहरहाँ ओकर कार लेनिन नगरक फ्लैट नंबर ए बटा एगारहक बाहर मोहनदास, कनिष्ठ आगार अधिकारीक फाटकपर ठाड़ रहैत छ। खबर ईहो छल जे बिसनाथ सेहो हुनका पटा लेने अछि। सिंह साहेब ओहिनो मौज-मस्ती, खाइ-पीबैक शौकीन लोक  छल।

मोहनदास टूटि कऽ छिड़िया गेल। नै तँ ओ ठीकसँ खा सकैत छल, नै तँ सुति सकैत छल। कोनो काजमे ओकरा मोन नै लागै छलै। केहन-केहन प्रश्न आओर संदेह ओकर दिमागमे आबैत छल आ ओ बेचैन भऽ जाइत छल। ओकरा लागैत छल जे जत्ते लोक नौकरीमे छै वा ऊँच जगहपर बैसल छै, कारमे घूमि रहल छै आ जे नाम आ चेन्हसँ ओ सभ जानल जा रहल छै ओ असलमे कियो आर छै आ ओ जालसाजी कऽ कोनो आन मुखौटा लगा रखने छै। की लेनिन नगरमे कोनो असली लोक, अप्पन नाम, वल्दियत, पता-ठेकानक बचलो छै वा सभ बिसनाथे सन बहुरूपिया आ डुप्लीकेट छै? मोहनदासकेँ सेहो अपनापर संदेह हुअए लागल जे आखिर ओ के छी? मोहनदास वा बिसनाथ? आकि ओ एम.जी. डिग्री कॉलेजसँ

बी.ए. क परीक्षामे जे डिग्री पौने छल ओ बिसनाथक लेल छल? की सभक संग अहिने होइत छै?

ओ घरक भितरे कोनमे सरकारी रोजगार दफ्तरसँ पठाओल गेल पुरनका पोस्टकार्डकेँ तकैत रहतिऐ। नै भेटलापर कस्तूरीसँ लड़ितिऐ-झगड़ा करितिऐ। ओ किछु बरख पहिलुका एहन कतेक पोस्टकार्ड ताकि कऽ निकालने छल, जइमे ओकर नाम आ पता लिखल छलै। ओ गाममे अप्पन लोककेँ ओ सभ चीज देखाबै छल। लोक सभ या तँ चुप रहैत छल वा ओकरा कोनो अफसर आकि नेतासँ भेंट करबाक सलाह दैत छल। मोहनदास जेहन हालम ल, ओइमे एहन भऽ सकब संभव नै रहि गेल छल। पुरबनराक सरपंच पंडित छत्रधारी सेहो ई लिखित प्रमाणपत्र दऽ देने छल जे बिसनाथ पुरबनराक मोहनदास छी। ओकर बेटा विजय तिवारी तँ ओहिनो बिसनाथसँ मिलल छल। कस्तूरीपर ओकर नजरि सेहो छलै आ गिदरमारा जकाँ ओ अही इंतजारमे छल जे एक नै एक दिन टूटि कऽ मोहनदास ओकर पएरपर आबि खसत आ ओकर महिसवारीक काज सम्हारि लेत।

मोहनदास देखैत छल जे सरकार दिससँ ग्राम पंचायतकेँ जे हैंडपंप स्वीकृत होइत रहै ओ पैघ लोकक घरक आगू लागि जाइ छलै। शिक्षाकर्मीक नियुक्ति होइत छल, स्त्रीगणक लेल आंगनबाड़ी आ शिक्षिकाक पद निकलैत छल, इंदिरा आवास योजनामे घर बनाबै लेल अनुदान भेटै छल, इनार आ खेतकेँ ठीक करबा लेल ग्रामीण विकास विभागसँ टका अबैत छल, नेहरू रोजगार योजनामे शिक्षित बेरोजगारक लेल कोनो परियोजना आबैत छल तँ ई सभ ओइ लोकक बीच बँटि जाइ छलै। शारदा आ देवदास कहैत छै जे स्कूलमे दुपहरियामे जे खेनाइ बँटै छै ओइमे भेदभाव होइत छै।

ओइ दिन मोहनदास कतेक बरखक अप्पन नेनाक संगी बीरन बैगाक घर जा कऽ महुक दारू उतरबौलक आ सुगरक माउस बनबौलक। संगमे ओकर साढ़ू गोपालदास सेहो छल। ओ चारि-पाँच लोक छल आ साँझ सात बजेसँ ओ सभ पिनाइ शुरू कऽ देलक। ढोल-मंजीरक इंतजाम करने रहय। ओइ दिन मोहनदासकेँ "विंध्यांचल हैंडीक्राफ्ट' बला सेठ बाँसक मालक भुगतान केने छल। बारह सए टका ओकरा भेटल छलै। गोपालदासक जेबी सेहो ओइ दिन भरल छल। घर तँ बीरन बैगाक छल मुदा दारू-माउसक सभटा खर्चा मोहनदास उठेने छल। बीरनक घरबाली आ ओकर बहिन महुक दारू एतेक नीक उतारै छल जे भीतपर जोरसँ रगड़ि दियौ तँ भक्कसँ आगि लागि जाइत छल।

मोहनदास ओइ राति अप्पन दोस्तक संग रास-रंगमे किछु क्षण लेल अप्पन सभटा दुख बिसरि गेल छल। बिहारी ढोल बजा रहल छल, परमोदी मंजीरा। मोहनदास मस्ती आ नशामे गाबि रहल छल:

"पता दइ जा रे, पता लइ जा रे...गाड़ीबला....

तोहर नामक, तोहरा गामक

पता दइ जा...

माया रे, मायाक ठाम बताबै मायाक आनथि खबरिया

काया माया दुनू नाच नचाबै, मायाक सगर नगरिया

पता दइ जा रे, पता लइ जा रे...गाड़ीबला...।'

बीरनक घरवाली जखन खाना परसलक तँ रातिक दू बाजि गेल छलै। भूख सभकेँ लागल छलै। तोरीक तेलमे मसल्ला-लहसून-पियाजु दऽ कऽ सुअरक मौस बीरनक बहिन रान्हने छल। रसक

गंध पूरा आंगनमे पसरल छल। सभ लोक हाथमे रोटी लऽ कऽ खाइपर टूटि पड़ल। टोकना भरि भात सेहो बनल छल। मुदा मोहनदास चुप छल। गीत गबैत-गबैत ओकरा भीतर कतौ कोनो एकटा फाँस, जना एकबैग गरि गेल छल। ओकर टीस बेर-बेर ओकर छातीक भीतर जागैत छल, जकरा दबाबै लेल आ बिसरैले ओ आर लोकसँ बेसी पी लेने छल।

खाइत-खाइत एकाएक कौर हाथमे रोकि कऽ मोहनदास बेर-बेर सभकेँ देखलक फेर ओकर गरसँ हिचकी निकलऽ लगलै। ओ कूही भऽ कानऽ लागल। गोपालदास, बीरन, बिहारी, परमोदी सभ कियो एत्ते भूखाएल छल आ एत्ते दिनक बाद एत्ते नीक खेनाइ भेटि रहल छलै जे ओकरा सभकेँ मोहनदासक ऐ काल कानब नीक नै लागै छलै। सभ कियो अप्पन मुँहसँ भरि-भरि कौर चबा रहल छल आ पुछैत सेहो जा रहल छल जे की भेल! पहिने खेनाइ किए नै खा रहल छिऐ?

"अहाँ के छी? अहाँक नाम की?'

"हमर नाम छी बीरन। बीरन बइगा।'' बीरनकेँ हंसी आबि गेलै।

"आ अहाँक बल्दियत? अहाँक बाप के छथि?" मोहनदास फेर पुछलक।

"हमर बापक नाम डिंडवा बैगा अछि।" बीरन हँसैत जवाब देलक। अहाँकेँ महुक दारू चढ़ि गेल अछि।

सब हँसऽ लागल। मोहनदासक आँखि लाल भऽ गेल। ओ हाथक कौर छिपलीमे दऽ देलक आ गरजि कऽ बाजल:

"हौ बीरन, हौ परमोदी...हम के छी? सत सत बाजू? हमरा बुरबक नै बनाउ। अहाँ सभकेँ मलइहा माइक किरिया!"

"अहाँ छी मोहनदास! अहाँक बाप काबा दास आ माइ पुतलीबाइ!"

बीरन अप्पन अइंठ हाथ मोहनदासक छातीपर गड़ाबैत जोरसँ जवाब देलक। सभ कियो हँसऽ लागल। मोहनदास कनी काल चुपचाप बीरनकेँ निङहारैत रहल, फेर बेरा-बेरी सभकेँ ताकऽ लागल। ओ अप्पन शंका मेटाबऽ चाहै छल जे ओ सभ असली लोक अछि वा कियो आर अछि? कनी-कनी ओकरा लागै छल जे ई सभ ओकरे सन ठकाएल गेल असली लोक अछि। एकरा सभकेँ धोखा देल गेल छै। अन्तर मात्र एतबे जे ओ ऐ रहस्यकेँ बुझि गेल अछि आ एकरा सभकेँ एखन धरि नै पता चलल छै।

मोहनदास अप्पन नेनाक संगी-साथीकेँ बताबऽ चाहै छल जे अहाँ सभ कियो सरकारी दफ्तरमे, शहरक ऊँच-ऊँच बिल्डिंगमे आ पैघ-पैघ बंगला-कोठीमे, कोइला खदान-कारखानामे आ लेनि नगर, गांधीनगर, अंबेडकर नगर, शास्त्रीनगर जेहेन कॉलोनीमे जा कऽ पता करू जे कतौ ओतए अहाँक नाम, बल्दियत आ पता-ठेकानाक कियो दोसर फर्जी जालसाजी तँ नै बैसल अछि, जे अहाँक हक छीन लेने अइ। मुदा निशाँक बादो ओकरा लागि रहल छल जे एहन गप कहलापर ई सभ कियो ओकरासँ कहत जे अहाँपर ठर्रा निशाँ बेसी चढि गेल अछि।

बीरन, परमोदी, गोपालदास, बिहारी सभ कियो खाइमे लागल छल। बीरनक घरवाली सितिया आ ओकर बहिन रमोली सेहो आबि गेल छल। ओ दुनू सेहो महु पीबि रहल छल आ चुहुलक जवाब चुहुलसँ दऽ रहल छल। सभ कियो हँसि-बाजि, खा-पी रहल छल। मुदा मोहनदास सभसँ फराक, भीतक कोनमे बोतल लऽ कऽ बैसि गेल छल आ हिचकीक बीच कबीरदासक पद गेबाक संग पीब सेहो रहल छल।

भोरक चारि बाजि गेल छल जखन ओकर संगी ओकरा लादि-टांगि कऽ घर धरि पहुंचौलक। कसतूरी पहिल बेर अप्पन साँयक ई हालत देखले छल। ओ गोपालदास आ बीरनपर कबदय लागल। मुदा जखन गोपालदास ओकर तरहत्थीपर एक हजारसँ ऊपर टका राखलक आ दुखी भऽ कऽ कहलक, "हम कतेक रोकलहुँ जे मोहना नै पी...नै पी मुदा ई नै मानलक। ई टका राखि लिअ। एकर जेबीसँ बाहर खसि पड़ल छल।" तँ कस्तूरी चुप भऽ गेल।

भोर सात बाजल छल जखन काबा दासकँ खोंखीक दौरा पड़ल। कोनो आन्ही जना खोंखी भेल छल। थमैक नामे नै लऽ रहल छल। आन्हर पुतलीबाइ डोरी टूटल गाए सन चारू दिस खसैत-पड़ैत भसियाएल दौगि रहल छल। ओकर कानब पूरा बस्तीमे गूंजि रहल छलै। कस्तूरी सेहो जागि गेल आ मोहनदासकँ हिला-हिला कऽ जगेबाक कोशिश कऽ रहल छल।

मुदा ओ महुक नशामे धुत्त पड़ल छल आ उठबाक नाम नै लऽ रहल छल। कस्तूरी डोलमे पानि लऽ कऽ आएल आ ओकरा मोहनदासक ऊपर ढारि देलक। मोहनदासक आँखि खुजल। ओ एतेक लाल छल जे ओकरामे खून हेल रहल छल। ओकर नशा नै उतरल छलै। कस्तूरी चिकरि कऽ बाजल, "उठियौ...यौ! डॉक्टरकँ लऽ कऽ अबियौ! बाबूकँ खोंखी भऽ रहल छै!"

गामसँ लोक-वेद आ स्त्रीगण-नेना सभ आबऽ लागल छल। देवदास आ शारदा डरायल अप्पन बाबा काबाक खाट लग ठाढ़ छल। काबाक गर जना फाटि गेल छलै आ ओइमे सँ खून आ मौसक थक्का सभ बेर खोंखीक संग बाहर निकलि रहल छल। धरतीपर चिट्टा-मट्टाक धारी लागल छल। गिद्धा मांछीक झुंड ओकर चारू कात भिनभिनाइत घूमि रहल छल।

लोक मोहनदासकेँ उलटा-पुलटा रहल छल आ ओकरा जगाबैमे लागल छल। बड़ मुश्किलसँ मोहनदास हाथ टेक कऽ कनी टा उटंगा भेल आ खून जेहन लाल आँखिसँ चारू दिस भकुआएल चोन्हराएल देखऽ लागल। ओ केकरो चिन्ह नै सकै छल। ओकर नजरि कतौ स्थिर नै भऽ रहल छल। एकाएक ओकर ठोढ़पर हँसी एलै। ओ अप्पन आँखिपर जोर लगा कऽ रमइ कक्काकेँ चिन्ह गेल। ओ गरसँ टूटल अवाज निकाललक, "कक्का, हम के छी? हमर नाम की अछि कक्का! हमरा कहू कक्का, हमरा बतबियौ?'' आ ओ बेदम भऽ कऽ ओइ ठाम ओंघरा गेल।

गामसँ आएल स्त्रीगणक कानब आ चिकरबाक हल्ला उठल। पुतलीबाइक चिकरब सभसँ ऊँच छल। कनी काल सभ स्त्रीगण जना कोनो लयमे कानै लागल।

काबा दास मरि गेल। ओकर खाटक नीचाँ राखल बाँस आ कचियापर माँछी भिन-भिन करै लागल।

काल्हि अदहा राति धरि ओ टोकरीक लेल कमची छीलैमे लागल छल। काल्हि दुपहरमे बजारक विन्ध्याचल हैंडीक्राफ्ट्ससँ तीस टोकरी आ पच्चीस सूप बनाबैक आर्डर भेटल छलै।

ओइ भोर करीब साढ़े सात बजे कस्तूरीक कोठरीमे बिलैया झपट्टा मारलक आ अलोपी मैनाक जोड़ाकेँ खा गेल। मादा मैनाक पेटमे नब अंडा आएल छल। ओकर नोचल पाँखि आ खूनक दाग कोठरीक माटिक जमीनपर बचल रहि गेल छल। कस्तूरी एक्के दिन पहिने गोबरसँ ओकरा निपने छल।

ओइ दिन मोहनदासकँ किछु नै बुझल भेलै जे ओकर बाप काबा दासक दाह-क्रिया कोना भेलै, ओकरा ओसारपर नशामे बेहोश छोड़ि कऽ गाम-बिरादरीक लोक काबाक लाशकँ श्मशान धरि लऽ गेल, ओकर माए पुतलीबाइ कोनो तरहेँ काबाक खाटपर माथ पटकैत रहल आ बाँस, पथिया, कमची, पटिया, लोटा आ कचियासँ ओकर खून धाबैत-धुआबैत कानि-कानि कऽ गाबैत रहए, छोट-सन देवदास कोना अप्पन बाप मोहनदासक बदला अपनेसँ अप्पन बबाक चितामे आगि देलक आ ओकर नेनाक संगी बीरन बैगा ओकर किरिया-करम केलक!

मोहनदासकँ किच्छो पता नै। गोसाईं कस्तूरीसँ पाँच सए टका सुतारलक, पाँच सए जंगलक फारेस्टगार्ड लऽ लेलक। ओ पतेरासँ काबाक चिता लेल सुख्खल लकड़ी बिछै लेल नै दऽ रहल छल। कस्तूरी लग ओ सभटा टका खत्म भऽ गेल जे गोपालदास ओकरा देने छल।

मोहनदासक गरसँ फोंफ कटबाक ध्वनि लगातार निकलि रहल छल। एकाध बेर ओ अप्पन आंखिकँ खोलि, चारू कात एहन तरहेँ देखतियै, जना ओ कोनो नब आ अनचिन्हार ठामपर आबि गेल छै आ फेर ओ सुति जाइत छल। ओ नीन छल वा फेर महुक दारूमे यूरिया वा लैंटिनाक पात मिला कऽ उतारल शराब छल वा सुगरक मौसमे कोनो छूति लागल छल। मुदा एहन हैतियै तँ ओइ राति

ओकरा संग खाइ-पीबैबला बीरन, परमोदी, बिहारी, सितिया, रमोलीक संगो एहने हेतियै। ओ सभ कियो तँ ठीक छल आ काबाक मरलापर लकड़ीक जोगाड़सँ लऽ कऽ खांड़ा गाम जा कऽ गोसाईंकेँ बजाबै आ सभटा कर्म निपटाबैमे तँ वएह सभ कियो लागल छल। मोहनदासक नशा साधारण नै छलै।

"दारू दिमाग धरि चढ़ि गेल छै। दहीमे जीरा-जमैन धरिकेँ कंठक भीतर दियौ।'' बीरन बैगा सलाह देलक।

कस्तूरी बाटीमे जीरा-जमैनक घोर लऽ कऽ मोहनदास लग आएल आ गोपालदास ओकर माथकेँ अप्पन कोरामे राखि कऽ जखन ओकर मुँह खोलय लागल तँ मोहनदासक आँखि खुजलै। ओ कस्तूरी आ गोपालदासकेँ एना देखलक जना ओ ओकरा चिन्हैत नै छलै। ओ बड़ कमजोर आ खरखरायल अवाजसँ कस्तूरीसँ पुछलक-

"अहाँ के छी बाइ? आ हम के छी? हमरा बताबियौ?' एकर बाद ओ कस्तूरी दिस ताकि-ताकि कऽ मुस्कियाइत नीक अवाजमे गाबऽ लागल-

"अहाँ बिलसपुरहिन छी,

हम छी रैगड़िया,

हमर-अहाँक जोड़ी, सजल अछि बड़ बढ़िया....।"

कस्तूरीसँ रहल नै गेलै। ओ कूही भऽ कानऽ लागल। शारदा सेहो अप्पन पिताक हाल देखि कऽ कानऽ लागल। गोपालदास अपनाकेँ संयमित करैत कस्तूरीक हाथसँ बाटी लऽ लेलक आ मोहनदाससँ कहलक, "लिअ, ई काढ़ा पीब लिअ।"

मोहनदास कतेक रास गहीर आँखिसँ गोपालदासकेँ किछु काल धरि देखलक आ फेर कोनो बच्चा सन बाटी मुँह लगा कऽ सभटा काढ़ा गटागट पीब गेल। शाइत ओकर दिमागक कोनो कोनमे अपनाकेँ ठीक करबाक सेहन्ता एखनो दम मारि रहल छल। कस्तूरी आ गोपालदासकेँ आफियत भेलै। जौं दवाइ असर कऽ जाए तँ ठीक नै तँ डॉक्टरकेँ बजाबऽ पड़त।

मोहनदास फेर सुति गेल।

मोहनदास अप्पन घरक ओसारपर ओनाहिते पाँच दिन आ चारि राति लगातार सुतल रहल। गाममे ई गप पसरि गेल जे ओकर दिमाग सनकि गेल छै आ ओ केकरो चिन्हैत नै अछि, एतए धरि जे अप्पन कनियाँ कस्तूरी आ बच्चा धरिकेँ नहि। कियो कहतिऐ जे महुक दारूमे यूरियाक फँटक कारण एहन भेल , कियो कहतिऐ जे ओ ओरियंटल कोल माइंसक कॉलोनी लेनिन नगरमे लू लागि गेलासँ खसि गेल छल, तखनेसँ ओकर स्मृति चलि गेल। विजय तिवारी ई गप पसारि देलक जे ओकर कबरा कुत्ता मोहनदासकेँ धोखासँ काटि लेलकै, आब देखैत रहब, जहिना पानि बरसत ओ कुकुर जना भूकत। जतेक मुँह छल ओतेक गप छल। मुश्किल देवदास आ शारदाक संग सेहो छल। ओ स्कूल जाइत छल तँ ओतए मास्टर आ बच्चा ओकरा सँ पुछैत छल, की अहाँक बाप बताह भऽ गेल अछि? अहाँक बाप अहाँकेँ चिन्हैत नै अछि की? की ओ सुतल रहैत अछि? तखन फेर ओकर दातमनि-सफाइ आ हगब-मूतब कोना होइत छै?

एकटा अफवाह इहो पसरल जे एक राति मोहनदास एकाएक उठल आ अप्पन बाप काबा दासक कचिया लऽ कऽ घरक सभ लोककेँ काटै-मारै लेल दौगल। ओ तँ कस्तूरी ओकरासँ ओझरा गेल आ

आन्हर पुतलीबाइ ओकरा रस्सीसँ बान्हि देलक, नै तँ पता नै की भऽ जैतिऐ।

(ई सभ घटना ओइ कालक छी जखन "इंडिया शाइन' कऽ रहल छल आ वित्तमंत्री आ विश्वबैंकक दावा छल जे सन १९९० सँ शुरू भेल ५.८ प्रतिशतक आर्थिक विकासक अखुनका विकास दर जौं एतेक साल भरि आओर बनल रहल तँ इंडिया अमेरिका बनि जाएत किएकि ऐ सँ अदहा विकास दरपर पचास बरखक भीतर अमेरिका अमेरिका बनि गेल।

...वएह काल जखन हमरा अस्थि-यक्ष्मा भेल छल आ हमर रीढ़क हड्डी एल.आर-४ आ ५ गलि गेल छल। हम नौ मास ओछाओनपर रहि आ कांधारमे बमियानक पहाड़मे बुद्धक मुस्काइत मूड़ीकेँ फिरकापरस्त ेर लांचर-मिसाइलसँ तोड़ि रहल छलौं...

...वएह काल जखन दिल्लीमे गरीब मजदूरक चारि सालक घामसँ, १९ हजार टन लोहा आ ४ लाख ५७ हजार घन मीटर धरतीकेँ खोदि कऽ एशियाक सभसँ पैघ, दुनियाक सभसँ महग आ आधुनिक मेट्रो रेल बनाओल जा रहल छल...।...जखन साढ़े तीन हजार बान्हक लेल पाँच करोड़सँ बेसी आदिवासी आ दलितक घर-खेत-

बाड़ी पानिमे डुमा देल गेल छल...। जखन देशक २० करोड़ लोक लग पिबाक लेल पानि धरि नै छलै...आ साठि करोड़ लोक लग हगै, नहाबैक आ मूतैक लेल जगह नै छलै..

...जखन सरकारमे साझीदार वामपंथी पार्टी पेट्रोलक दाम नै बढ़बै लेल दिल्लीमे हल्ला मचा रहल छल, जखन हिन्दुस्तानक पूरा आबादीक ९० प्रतिशत माने लगभग ९२ करोड़ लोककेँ पेट्रोलसँ किछु लेनाइ-देनाइ नै छल...

...जखन राजस्थानक गंगानगर आ टोंकक एक दर्जन गरीब किसानकेँ पुलिस ऐ लेल गोली चला कऽ मारि देने छल किएकि ओ अप्पन सुखाइत फसिलकेँ पानि पटाबैक लेल पानि मांगैत पत्थरबाजीपर उतरि गेल छल...

...वएह काल जखन अब्दुल करीम तेलगी कतेक हजार करोड़ टकाक जाली टिकट बेचले छल आ ऐ घोटालामे देशक कतेक पैघ अफसर आ नेता मिलल छल!...वएह काल जखन हिन्दीक एकटा बूढ़ आलोचक एक अफसरकेँ मुक्तिबोध आ दोसर खुर्राट दोसर अफसर केँ प्रेमचंद आ फणीश्वरनाथ रेणु घोषित कऽ रहल

छल...जखन पोखरणमे बम फूटि गेल छल आ कारगिलक बाद सद्भावना बस चलाओल ज रह छल...

...वएह काल जखन पुरबनराक कठिना धारक पानि एकटा कागजक कारखानाक लेल लकड़ी सड़ाबैक बान्हमे बदलल जा रहल छल आ ओ सभटा हिस्सा पानिमे डूमि गेल छल, जतए मोहनदास पलिया बना कऽ तरबूज, ककड़ी, खरबूज, सजमनि उगाबै छल...

...आ जतए एक राति "हु तु तू...तू तू..' करैत ओ कस्तूरीक छपाकसँ कठिनाक धारमे खसि कऽ प्रेम केने छल आ नक्षत्रक सलेटी आभामे कएल गेल ओइ उद्दाम सहवासक स्मृतिक रूपमे ठीक नौ मासक बाद शारदाक जन्म भेल छल...)

मुदा असलमे मोहनदास नै तँ पागल भेल छल, नै ओकर स्मृतिमे कोनो खोट छल। ओकर चेतनामे जे घाव लागल छल ओ लगभग एक हफ्ताक अखंड नीन, मूर्छा वा नशा काल चुपचाप भरि गेल। जखैन ओ जागल तँ ओ फेर पहिलुके जेहन मोहनदास छल, जे नीक तरहेँ बुझैत छल जे असली मोहनदास वल्द काबा दास,



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

साकिन पुरबनरा, थाना आ जिला अनूपपुर, मध्यप्रदेश वएह रहै, जे आठ-दस बरख पहिने शासकीय एम.जी. कॉलेजसँ बी.ए. कएने छल आ मेरिटमे दोसर ठाम हासिल कएने छल। असली मोहनदास वएह छल जकरा नौकरी ऐ द्वारे नै भेटल छल किएकि ओकरा लग कोनो पैरवी, चिन्हल-जानल तिकड़म आ घूसक लेल टका नै छलै। ओ कोनो गिरोह वा माफियाक सदस्य नै छल, किएकि ओ ओइ जातिक आ वर्गक नै छल, जै जाति-वर्गक लग तागति छल। ओकरा नीक जकाँ बूझल छलै जे ओकरा संग आ ओकरा जेहन असंख्य लोकक संग लगातार पिछला कतेक सालसँ धोखाधड़ी आ छल कएल जा रहल छल मुदा ओ किछु कऽ सकैमे असहाय छल।

मोहनदासकेँ ई सेहो नीकसँ बुझल छलै जे बिछिया टोलाक बिसनाथ बल्द नगेंद्रनाथ, जे लेनिन नगरमे मोहनदास विश्वकर्मा बल्द काबा दास बनि कऽ ओरियंटल कोल माइंसमे कनिष्ठ आगार अधिकारीक नौकरी करैत दस हजारसँ बेसी दरमाहा लऽ रहल छल, ओ कत्तौसँ मोहनदास नै छल। ओ एकटा बदमाश, कट्टर जातिवादी जालसाज अछि, जकर तागति एतेक बेसी छलै जे मोहनदास ओकर आगू कोनो लाचार-बीमार मूस सन छल।

मोहनदास बुझै छल जे ओकर बाप माने असली काबा दास, जे टी.बी.क रोगी छल आ जे खोँक संग खूनक कै करैत बाँसक टोकरी, सूप आ पटिया बनाबै छल, ओ मरि गेल छल मुदा एकरा साबित कऽ सकब ओकर वशमे नै छलै, किएकि बिसनाथक बाप नागेंद्रनाथ काबा दासक रूपमे बिछिया टोल आ लेनिन नगरमे अखनो रहै छल आ ओकरा सभ लग एकर दस्तावेजी सबूत छलै।

मोहनदास चुप रहब शुरू कऽ देने छल। ओ कम्मे बजैत छल। कठिनामे बान्ह बनि गेलासँ ओकर रोजी-रोटीक एकटा आसरा छिना गेल छलै तइसँ ओ बजारमे इमरानक "स्टार कंप्यूटर सेंटर' पर टाइपिंग, प्रिंट आउट आ जीरॉक्सक काज सीखब शुरू कऽ देलक। ओकर बेटा देवदास, सड़कक कात "दुर्गा ऑटो रिपेयरिंग वर्क्स'' मे पंचर लगाबए आ पाना-पेचकसक लमरा-पहुँची करएबला हेल्परक काज करए लागल छल। मासमे सए-दू सए धरि ओ कमा लैत छल आ अप्पन पढ़बाक खर्चा अपनासँ उठाबऽ लागल छल। शारदा तँ दू बरखसँ बिछिया टोलमे बिसनाथक बच्चाकेँ सम्हारैक काज धेने छल आ घरक काज छोड़ि देने छल किएकि रेनुका देवी लेनिन नगर जाए अप्पन वर बिसनाथ लग रहए लागल छल। शारदाकेँ पछिला एक बरखसँ बजारमे "ऐश्वर्या ब्यूटी पार्लर'' मे नोकरी भेट गेल छल। ओतुक्का शिखा मैडम ओकरासँ बड़ प्रेम करै छल आ ओकरा पढ़बामे मदति करैत छल। ओ कहैत छल-

"शारदा हम अहाँकेँ एक दिन एहन मॉडल बनाएब जे अहाँ मिस वर्ल्ड बनि जाएब आ टी.वी. पर आच्छादित भऽ जाएब!'' आठ बरखक शारदा सत्तेमे रातिमे एहन सपना देखऽ लागल छलि।

कस्तूरी गाम-मोहल्ला मे खेत-मजूरी कऽ फसलक ओगरबाहीक काज कऽ लैत छल। हँ, मोहनदासक माँ पुतलीबाइक दुनू ठेहुन काबा दासक मरलाक बाद पाथर भऽ गेल छल आ ओ चलि-फिरि नै सकै छल। दिशा-फराकत लेल सेहो घिसियाइत-घिसियाइत पछवड़िया कातक बारी धरि जाइत छल आ फेर घुरि कऽ परछीक कोनमे ओछाओल पटियापर बैसि जाइत छल। ओकर आँखिमे अन्हार गहींर भऽ गेल छल।

"स्टार कंप्यूटर सेंटर' मे हर्षवर्धन सोनीसँ मोहनदासक भेंट भेल। हर्षर्धन ओतए किछु अदालती कागजातक फोटोकॉपी आ किछु टाइपिंगक काज करबा लेल गेल छल। ताधरि मोहनदासक टाइपिंग स्पीड ठीक-ठाक भऽ गेल छलै आ ओ कम्मे गलती करैत छल। ओतए मोहनदास अपनेसँ हर्षवर्धनकेँ अप्पन सभटा खिस्सा बतौलक।

